एहि हॉल मे हमरा लोकनि करीब पैंतालीस मिनट तक रुकलहुँ। तकर बाद फेर नीचा बला लाइन मे लागि घुसकए लगलहुँ। किछु कालक पश्चात एक ठाम देखल प्रवेशपत्र चेक करबाक काउन्टर सब बनल। एतए लाइन काउन्टरक हिसाबें बँटि गेल। काउन्टर पर काज बहुत मन्थर गतिएँ भऽ रहल छलैक। एहि लाइन मे हमरा बसक किछु यात्री लोकनि भेटि गेलाह। आश्वस्त भेलहुँ जे बस हमरा सब कें छोड़ि कए भागत नहि।

करीब एक बजे हम सब काउन्टर पर पहुँचि अपन आधारकार्ड देखाओल। ओकरा टिकट मे देल विवरण सँ मिलाओल गेल आ तखनहि आगू बढ़बाक अनुमति भेटल। एखनहु भगवान बालाजी दूरे छलाह। घुसकैत रहलहुँ। आब फेर सब छिड़िया गेल आ बसक यात्री सब सँ सम्पर्क टूटि गेल। जतए मन्दिरक मुख्य द्वार छलैक ओतए फेर रोकि देल गेल। एकेटा गेट, भीतर गेनिहार आ बाहर एनिहार दूनू लेल। किस्त किस्त मे लोक कें दूनू दिस छोड़ल जाइत छलैक। कहुना करीब पौने दू बजे हमसब अन्तत: गर्भगृहक सामने पहुँचलहुँ जतए सँ दिव्य मूर्तिक दर्शन होइत छलैक। सामने भगवानक मूर्ति देखि लोक कें सब मनोकामनाक पूर्ति भैए जाइत छैक। "ॐ नमो भगवते वासुदेवाय" मंत्रोच्चारक संग माथ झुका हुनका प्रणाम कएल। एतेक काल तक लाइन मे घुसकैत रहबाक फल भेटल।

लोक कें एतए किछुए सेकण्ड रुकबाक अनुमति, किन्तु जेना सुनने छलियैक जे लाइन मे घुसकैते लोक क्षणिक दर्शन सुख पबैत अछि आ जाहि तरहक व्यवस्था सँ हम कलकतिया सब दक्षिणेश्वर कालीक मन्दिर मे पूर्ण परिचित छी, से नहि छलैक। लोक लाइन मे नहि छल, एक दोसरा कें धक्का सेहो नहि दैत छल, तें कतबो स्वयंसेवक सब बाजथु, लोक एहि कोन ओहि कोन धऽ कए दर्शन सुख प्राप्त करबाक प्रयास करितँहि छल। लोक थेथर, एतेक कष्ट सँ तऽ लोक जिनगी मे एक बेर एतए पहुँचैत अछि, शीघ्र दर्शनक व्यवस्था रहितहुँ कतोक घंटा लाइन मे लागल रहल, तखन कोना किछु सेकण्ड मे दर्शन सुख छोड़ि दिअए? हमहूँ दूनू गोटे कहुना जतेक सम्भव भेल अपन मोरचा सम्हारने रहलहुँ। ई व्यवस्था

परिवर्तन मात्र आजुक लेल हमरे सबहिक समय भेल छलैक आकि आब एहिना रहैत छैक से कहब कठिन। हम ककरो एकरा मादे किएक पुछबैक? किन्तु एतेक तऽ निश्चित जे जहिना बहुतो आन तीर्थस्थल मे हमरा संग होइत रहल अछि, एतहु भगवान बालाजीक विशेष कृपा भैये गेल आ दर्शन सुख प्राय: आधा मिनट तक भेटल। फेर मोन मारि कर भगवान वेङ्कटेश्वर कें हृदय मे ध्यान धरैत "ॐ नमो भगवते वासुदेवाय" के जापक संग घुरतीक बाट धेलहुँ। मन्दिर प्राङ्गण के घुरती बला रस्ता मे एक ठाम मन्दिरक एकटा कर्मचारी लड्डू प्रसाद बँटैत, ई लड्डू एतुका प्रसिद्ध लड्डू सँ बहुते छोट, बूझू गामक दोकान के पँचटकहिया लड्डूक आकार, किन्तु वस्तु एके। एहि प्रसाद कें उदरस्थ कएल।

घुरती मे गेटसँ बहराएब सेहो आसान नहि छल, कारण बुझिए गेल छिऐक गेट एकेटा। घुरती बला लोक लाइन मे सेहो नहि लागए चाहैत छल। ने कोनो बाध्यता छलैक आ ने कोनो व्यवस्था। मात्र गेट लग रस्सीक ढाठ दूटा स्वयंसेवक पकड़ने। एना मे जे हेबाक छलैक से भेबे केलै, जखने रस्सी उठाओल गेलैक लोक बान्हल पानिक धार जकाँ बेहिसाब जोर मारलकै आ एकटा महिला खसिए पड़लीह। संयोग जे ओ कात मे छलीह आ हुनक आत्मीय सब तुरत्ते हुनका सम्हारि लेलकनि नहि तऽ पैघ दुर्घटना भऽ सकैत छलैक।

गेटक बाहर निकलि कए गेलहुँ असली लड्डू प्रसाद लेबाक लेल। शीघ्र दर्शनक टिकट मे एकटा लड्डू सामिल छलैक। टिकट देखाउ, लड्डू लिअऽ। अतिरिक्त लड्डू लेल पचास रुपैयाक हिसाबें अतिरिक्त भुगतान करियौक। काउन्टर कर्मचारी बेस दक्ष, ट्रे सँ लड्डू निकालि लोक कें देबा मे न्यूनतम समय लगबैत। एतए लड्डूक ट्रे सब एक के उपर एक गेंटि कए राखल। जखने एकटा ट्रे खाली भेल, उठा कए नीचा राखि देलक, ओकर नीचा बला ट्रे सँ बाँटऽ लागल।

हजारो खाली ट्रे, जाहि मे लड्डू बनैत छल हेतैक, से तऽ देखिए लेने छलिऐक, लड्डू वितरण व्यवस्था देखि ओतुका व्यवस्थापक लोकनिक

प्रशंसा कएने बिना कियो नहि रहि सकैत अछि। पैघ हॉल मे करीब तीसटा काउन्टर बनल। तैयो सब काउन्टर पर दस-पन्द्रह लोकक लाइन लगले छलैक। प्राय: एक मिनट लोक कें लगैत छलैक अपन कूपन देखेबा मे, अतिरिक्त लड्डूक पैसा देबा मे आ अपन लड्डू उठेबा मे। हमरो सब कें लाइन मे करीब पन्द्रह मिनट लागिए गेल मुदा शीघ्र दर्शनक चारि घंटाक तुलना मे ई किछु नहि छलैक।

भगवान बालाजीक दर्शन भेल, प्रसाद भेटल, आब ई गौण बात भेल जे एगारह बजेक बदला दू बाजि गेल छलैक। एही दर्शन लेल लोक दिनक दिन एतए लाइन मे ठाढ़ रहैत अछि, सूति पर्यन्त रहैत अछि। तकर बाद घुरतीक वर्णन महत्वहीन भऽ जाइत छैक। रहस्य रोमांच सेहो नहि। मात्र अपन जगह, जतए जुत्ता-चप्पल आ मोबाइल राखल छल, तकबाक क्रम मे लोक कें जिज्ञासा करबा मे भाषाक समस्या बुझाएल। जेना विश्वप्रसिद्ध तीर्थस्थल छिऐक तेना सबतरि हिन्दी अंग्रेजी बुझनिहार लोक नहि। बल्कि पुलिस सेहो तेलुगु छोड़ि आन भाषा नहि बुझैत। इशारा सँ जगहक वर्णन करैत काज चलाओल। रौद तिक्ख भऽ गेल छलैक आ एतेक काल खुला पएरे चलैत आब हमर धर्मपत्नीक तरबा मे कष्ट होमए लागल छलनि। हेराइत भोतिआइत कहुना हुनका सम्हारैत ओहि अड्डा पर पहुँचिये गेलहुँ जतए भोर मे बस सँ उतरि जुत्ता रखने छलिऐक।

एतए पहुँचि पहिने तऽ दोकान सँ मोबाइल लेल। ओ लोला हाथ मे अबिते आश्वस्त भेलहुँ जे आब बस छुटियो जाएत तऽ कहुना बंगलोर पहुँचिये जाएब आ सामान तऽ बंगलोर मे बस डिपो सँ लेल जा सकैत छलैक। मोन भेल होटल मे भोजन कऽ ली। बेरो भऽ गेल छलैक, भूखो लागि गेल छल किन्तु सहयात्री लोकनि कहलनि जे भोजनक इन्तजाम टूर पैकेज मे छैक आ देर-सबेर भेटबे करत। अस्तु, मोन मारि कए भोजनक विचार छोड़ि देल। लोक एतए अपना हिसाबें सनेसबारी किनैत गेल।

एकटा फोटोग्राफर कहलनि फोटो खिचबा लै लेल। सत्ते एतए फोटो तऽ भेल नहिए। अपना कैमरा सँ मन्दिरक फोटो आ कि कोनो सेल्फी आदि

असम्भवे छल। तखन ओ फोटोग्राफर हमरा दूनूक फोटो लेलनि, कम्प्यूटर मे मन्दिरक विस्तृत पृष्टभूमि के चित्र पर ओकरा फोटॉशॉप द्वारा जोड़ैत हमरा एकटा तथाकथित फोटो बना देलनि। एतुका इएह सबूत आ पैघ सनेस।

किछु प्रतीक्षाक उपरान्त बस विदा भेल, नीचा गेला पर अपन बंगलोर बला बस मे सवार भेलहुँ। यद्यपि बहुत देरी भऽ गेल छलैक तथापि दिनुका भोजन के व्यवस्था ओही होटल मे कएल छल जतए भोरबा मे रुकल छलहुँ आ जलपान केने छलहुँ। साढ़े चारि बजे भोजन करैत गेलहुँ। शीघ्र दर्शन बहुत शीघ्र तऽ नहि भेल, तथापि भगवान बालाजीक ख्याति कें देखैत दू-तीन घंटा देर-सबेर कोनो पैघ बात नहिए कहल जेतैक। शीघ्र दर्शन शब्दे ततेक आकर्षक छलैक जे हमरो सन अहदी कें बालाजीक शरण मे पहुँचाइये देलक। कने बेसी समय तक भुखले रहए पड़ल आ कि कने थाकि गेलहुँ, ततबे कष्ट। उपलब्धिक आगू ई तुच्छ छल। कहल जाइत छैक जे तीर्थस्थान मे कष्ट भेले पर फल भेटैत छैक।

घरमुहाँ बसो घरमुहाँ बरदे जकाँ कने तेज चलबे करैत छैक। करीब दस बजे राति मे बंगलोर पहुँचि गेलहुँ। शीघ्र दर्शन यात्रा समाप्त भेल।

-सम्पर्क- ब्लॉक 8, फ्लैट 2बी, डायमन्ड सिटी नॉर्थ, कोलकाता 700055, मोबाइल 9831037532

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.७.निर्मला कर्ण- अग्नि शिखा (खेप-१३)

निर्मला कर्ण- अग्नि शिखा (भाग- १३)



निर्मला कर्ण (१९६०- ), शिक्षा - एम् ए, नैहर - खराजपुर,दरभङ्गा, सासुर - गोढ़ियारी (बलहा), वर्त्तमान निवास - राँची,झारखण्ड, झारखंड सरकार महिला एवं बाल विकास सामाजिक सुरक्षा विभाग मे बाल विकास परियोजना पदाधिकारी पद सँऽ सेवानिवृत्ति उपरान्त स्वतंत्र लेखन।

मूल हिन्दी- स्वर्गीय जितेन्द्र कुमार कर्ण, मैथिली अनुवाद- निर्मला कर्ण
अग्नि शिखा (भाग - १३)

**पूर्व कथा:** दानव राज केशि संऽ पराजित इन्द्र के देवर्षि नारद राजा पुरूरवाक वीरता के संबंध मे जानकारी दैत छथि एवम हुनका संऽ सहायता मंगवाक निर्देश दैत छथि l

**आब आगू:**

देवर्षि नारदक अमृत बून्द सन मधुर वाणी वायुमंडल मे गूंजि रहल छल,एवम इन्द्र समेत उपस्थित सभ देवगण,अप्सरा गण कर्ण-गह्वर के मार्ग संऽ प्रविष्ट होमयवला ओहि अमृत वर्षा रूपी मधुर आवाज के पूर्ण गंभीरता संऽ ध्यान मग्न होइत अपन मस्तिष्क समेत हृदय मे स्थान दऽ रहल छलाह-

"एहि समय भूमंडल पर सातो द्वीपक अधिपति सम्राट पुरूरवा छथि l ओ पुरूरवा जे चंद्र वंशक मणि छथि l हुनक पराक्रम के समक्षक कोनो अन्य नरेश्वर नहि ठाढ़ भऽ पाओल। हुनक महती शक्ति संऽ दानवराज

केशि के सामना पूर्वहि मे भऽ चुकल अछि । ओ मार्ग मे उगल झार सन असुर सभ कें कटैत गेलथि आ केशि के पराजित कऽ देलाह । केशि हुनका सऽ भयभीत पाताल लोक मे एहन ने नुकायल कि फेर ओ कहियो पृथ्वी दिस ताकहो के हिम्मत नहि केलक।

पुरूरवा स्वयं सभ नरेश्वर के शासन संचालनक शिक्षा देल । आब पृथ्वी पर कोनो देश एहन नहि छैक जेकर प्रजा निर्धन होय । अराजकता के नामोंनिशान नहि छैक। सभ दिशा मे शांति के साम्राज्य स्थापित अछि ! अमन चैन के बंशी बजैत अछि । ई सब पुरूरवाक दूरदृष्टि आ समझदारी सऽ भेल अछि । ओ एक सय आठ अश्वमेध यज्ञ केलथि । कतेको आर आन आन यज्ञ ओ केलथि । किंवा ओ चाहितथि तऽ स्वर्गक सत्ता पर्यंत अपन बाहुबल सऽ क्षण मात्र मे पलटि दितथि,मुदा ओ भूमंडल के शासन संऽ सन्तुष्ट छथि । पूर्व जन्मक तपस्या के कारण ओ तऽ स्वयं महा प्रतापी छलाह,तदापि ओ एहि जन्म मे अपन घोर तपस्या संऽ भगवान विष्णु के प्रसन्न कऽ लेलनि । एकर कारण हुनका एहन अपरिमित शौर्य आ बाहुबल प्राप्त भेलनि कि आहां सन सहस्त्रों के असगर दमे ओ भू-लुण्ठित कऽ सकैत छथि । ओ अत्यन्त रूपवान छथि । हुनक सौंदर्य के समक्ष स्वयं कामदेव अपना के हीन बूझि लज्जित रहैत छथि । हुनक समतुल्य सौंदर्यमयी नारी पृथ्वी पर नहि भेटलीह,जाहि कारण ओ एखन धरि अविवाहित रहि ब्रह्मचारी बनल छथि । ब्रम्हचर्यक प्रताप हुनक तेज संऽ संयुक्त भऽ हुनका त्रिलोक मे अद्वितीय बना देलक । राक्षस-गण पर्यंत पाताल-लोक मे हुनक यशो गान करैत अछि ।

सुनलहुँ किछुए दिन पूर्व दानवराज केशि अपन पुत्री स्वर्णरेखाक विवाहक प्रस्ताव लऽ स्वयं हुनका समक्ष गेल छल परंच पुरूरवा ओहि प्रस्ताव के अस्वीकृत कऽ देलथि । दानवराज केशि ओहि प्रस्ताव के द्वारा पुरूरवा के अपन पक्ष मे करवा हेतु प्रयत्नशील छल ,परंच पुरूरवा ओकर प्रस्ताव के अस्वीकृत कऽ ओ संभावना समाप्त केलन्हि । कनिक सोचू देवेंद्र ! कहीं जे राजा पुरूरवा ओकर प्रस्ताव स्वीकृत कऽ नेने रहितथि तखन स्थिति कतेक भयंकर होइत ? ई बात तऽ अहुँ के बुझाईत होयत कि पुरूरवा यदि ओकर सहयोगी भऽ जइतथि,तखनि त्रिभुवनक अधिपति बनवा मे हुनका कनियो विलम्ब होयतनि । परंच हुनका स्वर्गक अधिपति बनवाक लालसा नहि छनि। आ हुनक सौम्य चरित्र हुनका

दानवराजक कौनहु प्रकारक सहयोग करवा संऽ दूर रखलक। राजा पुरूरवा के शारीरिक सुंदरता,हुनक गुण आ पराक्रमक वर्णन केनाई हमर सामर्थ्य संऽ बाहर के बात अछि। ताहि संऽ एतबहि मे आहाँ संतोष करू l हँऽ हमर अनुरोध नहि आज्ञा अछि कि आहाँ पुरूरवा सऽ सहायताक याचना करू, एहि संऽ आहाँक प्रभुता पुनः आहाँ के प्राप्त होयत l दानव राज केशि के हस्तक्षेप स्वर्ग लोक संऽ समाप्त भऽ जाएत।"
इन्द्र देवर्षि नारदक बात संऽ अत्यंत प्रसन्न भऽ गेलाह।हुनक चिंता मेटि गेलनि l ओ उचित अवसर पर नारद के मार्गदर्शन संऽ संतोष व्यक्त कयलथि। ऋषिवर नारद के अभ्यर्थना करैत ओ कहलथि -
" अपनेक आज्ञा शिरोधार्य अछि देवर्षि l हम एखनहि सुसेन के द्वारा हुनका दानव के सँग देवताक युद्ध मे हुनक सहायताक याचना हेतु आमंत्रण पत्र पठवैत छी।"
"हँऽ एहि कार्य मे शीघ्रता करू,आब स्वर्गक प्रतिष्ठा अहिंक हाथ मे अछि" - नारद बाजि उठलाह l
नारद मुनि के मार्गदर्शन मे इन्द्र एक पत्र पुरूरवा के नाम लिखलथि l तत्पश्चात सुसेन के हाथ मे ओ पत्र सौंपि हुनका अनेकों प्रकार संऽ समझा-बुझाकऽ पृथ्वी पर पठौलथि l एकर बाद ओ देवर्षि नारद संऽ स्वर्ग लोक मे विश्राम करवा हेतु आग्रह करऽ लगलाह l परंच हुनक आग्रह के देवर्षि नारद अस्वीकृत कऽ देलथि।की किनको आग्रह पर नदीक प्रवाह ठहरल अछि ? चलति पवन किनको इच्छा पर थम्हल अछि ? सत्पुरुषक कार्य अछि संसार के कल्याण हेतु विचरण करैत रहनाई l संहिताक कथन उचिते अछि - 'चरैवेति-चरैवेति' l
इन्द्र के प्रसन्न देख़ि सभ देवताक मुख पर प्रसन्नताक रेखा पसरि गेल। हुनकर सबहक मुख देखि बुझाइत छल किंवा ओ सभ एखनहि दानव गण के परास्त कऽ आबि गेल होथि l अपन स्वामीक प्रसन्नता मे प्रसन्न भेनाई,दु:ख मे दु:खी रहनाई एवं प्रत्येक अवसर पर हुनकर साथ देनाई ! यैह तऽ आश्रितक परम धर्म थिक !
नारद मुनि आपस जयवा हेतु उद्यत भऽ गेलाह l हुनका विदा करवा हेतु किछु दूर तक इन्द्र हुनका संगे गेलाह, तदुपरांत हुनका दंडवत प्रणाम करैत हुनका विदा केलथि l हुनकर प्रस्थान केला उपरांत इन्द्र अपन प्रासाद के दिशा मे गमन केलथि l

अपन कक्ष मे पहुँचि इन्द्र धर्मपत्नी शची के सँग प्रेम पूर्ण संलाप मे मगन भऽ अपन एतेक दिनक चिंताक समाधान करऽ लगलाह l आई बहुत दिनक बाद निश्चिंत भऽ अपन पत्नी संऽ प्रेमालाप कऽ रहल छलाह इन्द्र l बहुत दिन संऽ पत्नी शची के हुनक दर्शन नहि भेल छलनि। आई हठात् हुनका अपन एतेक निकट देखि शची प्रसन्नता संऽ उत्फुल्ल भेल छलीह l

चिंता एकटा एहन मानसिक व्याधि थिक जे उपहार स्वरूप शारीरिक दुर्बलता सहजे प्रदान करैत अछि।मानसिक शांति नष्ट कऽ दैत अछि,क्रोध के जन्मदाता अछि,बुद्धिक हरण कऽ लैत अछि, जीवन-चर्या बदलि दैतअछि,आ उन्नतिक मार्ग अवरुद्ध कऽ अकर्मण्यताक औषधि पियावैत अछिl

"पुरूरवा" नाम देवता_गणके लेल दधीचिक अस्थि के सदृष राक्षसगण संऽ परित्राण हेतु सम्पूर्ण अवलंबन बनि गेल l हुनक शौर्य गाथा सुनि देवतागणक हृदय मे ईर्ष्याग्नि प्रज्वलित भेल छलनि।मुदा ओहि हृदय के एक कोन मे आशा के दीप प्रज्वलित छलनि।राक्षसगण संऽ परित्राण प्राप्त करवा हेतु l

गंधर्व एवं किन्नर पुरूरवाक गुणगान अपन मधुर स्वर लहरी मे करऽ लगलाह l हुनक मधुर गीत मे सँग देमय अप्सरागण आबि गेलीह।घृताची,तिलोत्तमा,रंभा, मेनका, कृतस्थली,पुणजीकस्थल प्रम्लोचा,अनुम्लोचा,पूर्वचिति,सेनजित, चित्रलेखा अन्यान्य अनेकों अप्सरागण के मुख पर पुरूरवाक नाम छल l किछु इन्द्र के सँग तऽ कोईकोई विष्णु के सँग पुरूरवाक तुलना कऽ रहल छलीह l

परंच हुनका सबहक मध्य एक गोट एहेन अप्सरा छलीह,जे अपन हृदय स्थल के अपन दुनू हाथ संऽ दाबने सबके स्तब्ध दृष्टि संऽ निरखि रहल छलीह l हुनक मुख पर नहि तऽ पुरूरवाक नाम छल आ ने कोनो प्रसन्नता l ओ किछु-किछु हेरायल बिसरायल सन अपना के अनुभव कऽ रहल छलीह l बुझाईत छल किंवा पुरूरवाक गुणगान संऽ हुनका हृदय मे काँट चुभचुभ करऽ लागल होइन्ह,ई काँटक लहरि सन दर्द पुरूरवाक नाम लऽ विद्युत लहरि सम पूरा शरीर मे दौरैत होइ। ओ सब किछु देखि रहल छलीह,सुनि रहल छलीह,परंच शव सन निश्चल भेल छलीह l

हुनक एहि दशा पर सखी चित्रलेखा अनेको बेर आँखिक संकेत केलथि,

हाथ संऽ कोंचि सभा मे अनवाक प्रयास केलथि,मुदा ओ अपन होश हवास बिसरायल किछु कहवाक स्थिति मे नहि छलीह l कोनो आनलोक मे ओ विचरण कऽ रहल छलीह। ओ छलीह उर्वशी - स्वर्गक सर्वाधिक सुंदरी अप्सरा ! सर्वश्रेष्ठ अप्सरा ! प्रेमकीट हुनका घायल कऽ गेल छल l भला ई बात चित्रलेखा कोना बुझि सकितथि ? पुरूरवाक अद्वितीय व्यक्तित्व उर्वशीक हृदय पर अपन अधिकार कऽ नेने छल l ओ शौर्य आ सौंदर्य के मणिकांचन सहयोग संऽ निर्मित ओहि आकृति के एक बेर अपन दृष्टि संऽ प्रकट रूपें देखि अपन नेत्र के धन्य करऽ चाहैत छलीहl उर्वशी के प्रतीत होइत छल जेना हुनक शरीर संऽ ह्रदय निकलि धरातल पर पुरूरवा के निकट चलि गेल होय l मात्र निश्चल निर्जीव शरीर स्वर्ग लोक मे रहि गेल होयो l

क्रमशः

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.८.जगदीश प्रसाद मण्डल- कनियेँ-मनियेँ पूँजी



**जगदीश प्रसाद मण्डल**
**कनियेँ-मनियेँ पूँजी**

बीतल दू सालक दशा जहिना सभ गाम-गामकेँ भेल तहिना मनमोहनकेँ सेहो भेल। मनमोहनो तँ अही मिथिलाक एक अंश रूपक धरती अछि किने।

जे मनमोहन दस साल पहिने, अन्न-तीमन-तरकारी, आम-केरा इत्यादि फल-फलहरी गामक पूर्ति करैत मनमोहनबला बाहरियो आमदनी करै छला ओइ मनमोहन गामक दशा देखै-जोकर नहि अछि। ऐठाम दुनू प्रश्न अछि। एक दिस गाममे बान्ह-सड़क-बिजलीक सुविधा भेल अछि तँ दोसर दिस गामक खेतीमे बिलैनी सेहो लागल अछि। बाढ़िक बचाउ ले एक दिस कोसी-कमला छहर-बान्हक गारंटी भेल तँ दोसर दिस गाममे सड़क-बान्ह भेने पानिक जमाव नहि भऽ रहल अछि सेहो नहियेँ कहल जा सकैए, सेहो भेबे कएल अछि। जिलाक एहेन स्थिति बनि गेल अछि जे सरकारी कार्यालय तकक कागज-पत्तर पानिमे नष्ट होइए। खाएर जे अछि, हरि बोल, हरि बोल हो रामा।

जहिना मनमोहन गाम-समाजक गति भेलैन तहिना अपनो गति नइ भेल से केना नइ कहब। गामक सभ जनिते छैथ जे मात्र बीघा भरि जमीन

अछि। जइ बले किछु दिन पूर्व तक परिवार ठाढ़ छल। गाममे बान्ह-सड़क तँ भेल मुदा उपजाउ भूमि उपजै-जोकर नहि बनि सकल। अपना ओते शक्ति नहि जे भरपाइ कऽ सकब। असाध काज गाम-गाममे पसरिये गेल अछि। सिर्फ माटिक ऊपरेक माने उपजेक टा नहि, माटिकेँ समतूल बनाएब सेहो भइये गेल। आजुक मशीनी युगमे एहेन स्थिति बनल रहए, ओ दुर्भाग्य नहि तँ सौभाग्य केना कहल जाएत। जखन मनुक्ख बनि मनुक्ख जन्म लइ छैथ तखन जँ पाँच गोरेक परिवार सम्हारि गाम-समाज ले किछु ने करैथ, ईहो तँ दुर्भाग्ये कहल जाएत। मुदा मने-मन बुझनहि की हुअए। आने गाम जकाँ मनमोहनो चारू दिससँ घेरा गेल। बच्चाक विद्यालय बन्न भऽ गेल, अस्पताल बन्न भऽ गेल। काज-उदम बन्न भऽ गेल। एहेन एक गाममे नहि गाम-गाममे भेल।

नब-धब अपने बंगलोरमे नोकरी पकड़नहि छेलौं। माने ट्रान्सपोर्टक काज, काजे खतम भऽ गेलइ। गाम आबि एकटा दोकान शुरू केलौं। कहब जे दोकानमे कमाइ केहेन होइए? तेकर जवाब तँ यएह ने देब जे ठाढ़ केना छी। तीन सालक जे समय रहल ओ बहुत किछु सिखेबो करबे केलक। ऐठाम सिखाएबक माने बदला लेब नहि, लूरिसँ अछि। बिजली एने बिजली-कारोबारक किछु लूरि सीख लेलौं। मोबाइल से किछु सीख लेलौं, गाड़ी-सवारी बढ़ने थोड़-थाड़ ओकर मरम्मत करब सीख लेलौं। एहेन विचार अपने कौलेजे जीवनसँ जानि गेल छेलौं जे पूजी श्रम छी नहि कि धन। ओना, एहेन परिवेश तीन-चारि सालक बीच बनल अछि नहि कि तइसँ पहिने छल।

अपनो मानिते छी जे अखन तकक जे गाम रहल अछि ओ बहुत कठिन दौड़क बीच रहल अछि। ऐठाम मुड़कुट्टीमे एतबे कहब जे हजारो बर्खसँ अपना सभक पूर्वजकेँ गुलामीक जिनगी गुजरलैन। गुलामीक जिनगी केहेन होइ छै, तेकरा पचबैक अभ्यास भइये गेल अछि।

गाम आबि, असगरेमे काजक पथार लगा देलौं। जहिना चैत-बैशाखक रौदमे गुरु गृहिणी अपन घरक अन्नकेँ रौदमे पसारि सुखबै छैथ। किसानी जिनगी छी, नोकरिहाराक नहि, तँए मन यएह ने कहलक जे गाम तँ गामे छी, तैठाम जँ असगरो ओते समस्याक निमरजनाक भार उठा लेब, बाल-बोधक धुड़खेल नइ ने छी। तखन तँ ईहो हेबे करत जे गामक ऐगला मुहरा बनि आगूए-आगूए चलए लगत।

अखन तक गाम किसानक गाम कहबैत आएल अछि। जइसँ किसान शब्द एते तँ सम्मानित भइये गेल अछि जे जगत, जनक जननीसँ लऽ कऽ आजुक परिवेशक जे ऊँच कोटिक श्रेणी छैथ ओहो अपनाकेँ किसान परिवारसँ जुड़ल सम्मान अपन अभ्यन्तरमे करिते छैथ।

आने गाम जकाँ मनमोहनोक उपजाक माने उत्पादनक पचास प्रतिशतसँ ऊपर जमीन मरि गेल अछि। ऐठाम भूगोलक धोखामे नहि पड़ब जे मरूभूमिक माने भेल उपजसँ मारल भूमि। अपना ऐठाम माने मिथिलांचलमे कूल भूमिक तिहाइसँ बेसी भूमि जल-जमावसँ ग्रसित अछि, तैसंग वन-विभागक डिक्शनरीए उनटल अछि। जे धरती बरहमसिया फल, बरहमसिया फूल, बरहमसिया तीमन-तरकारी आ बरहमसिया अन्न तकक धरती मिथिलाक धरतीकेँ बना नेने अछि, जैठाम चन्दन (बेल) सन फल अछि, तैठाम अकठ-बकठ बोन-झाड़ लगा धरतीकेँ अजबारि देब, ईहो केतौसँ उचित नहि अछि।

किसानी जीवन दुनू दिस अछि। माटिसँ उपज करैबला सेहो आ पानिसँ उपज करैबला सेहो, अपना सभकेँ पूर्वांचलक माने बंगलाक किसानसँ किसानी जीवन सिखए पड़त। अपना सभसँ बेसी बरखो बंगालमे होइए आ अपने सभ जकाँ माटियो अछि। जहिना गंगाकातमे चक-चक बालु बक्सरसँ भागलपुर तक देखै छिऐ तहिना बंगालक मुर्शिदाबाद तक अछि। मुदा जे 'जानो मानो पान' मिथिलाक नामी-गरामी छल तैठाम अखन बंगला पान बंगालसँ मँगा कऽ खाइ छी, एकरा की कहबै? मिथिला छी, लोक पान खेबे करत, अतिथि-अभ्यागतकेँ खुएबे करतैन। गामक बीचमे, माने मनमोहन गामक बीचमे जे चारू दिससँ रस्ता आबि मिलल अछि, ओना अखुनका भाषामे चौक-चौराहा सेहो भेल, मुदा अखन तक मनमोहनबला ओकरा चौबट्टीए कहै छैथ। अपन तँ ओइठाम जमीन नहि, मुदा दोकानक नामपर समाज (गौंआँ) सहमति देलैन जे गामक ई मुराम जगह छी, ऐठाम दोकान खोलू। गाममे दोकान भेने गौंएँकेँ ने लाभ होइए। अपनो मनमे बिसवास बनले छल जे एहेन कानून तँ अछिए जे जेकर घर तेकर जमीन। जँ अपना तेकर सबूत नइ अछि तँ परचा रूपमे देले जाइए। संयोग एकटा ईहो छल जे मनमोहनमे एहेन संस्कार अखनो जीवित अछि जे घर बनबैले बाँस, खढ़ इत्यादिक सहयोग समाजमे होइत रहल अछियो। बेकतीगत रूपमे तँ कम देख

पड़ैत मुदा सामाजिक रूपमे जीवित अछि। ओना, परिवेश ठीक विपरीत बनि गेल अछि, मुदा किछु भेल, अपना तँ घर (दोकानक घर) बनबैमे ने कोनो जमीनक समस्या भेल आ ने घर बनबैक। हमर सुर-सार, माने दोकान करैक सुर-सार देख पान-सात गोरे आरो हाँइ-हाँइ कऽ अपन दोकान करैक घर ठाढ़ केलक।

बहुत तँ नहि, माने हजार बोल्ट बाउलक इजोत जकाँ तँ नहि, मुदा दिआरी पावनिक राड़ी-खढ़क उकारी जकाँ इजोतसँ बेसी धुँओक बीच, जहिना दिपावली पाबैन मनौल जाइए तहिना गामक किसानी जीवनमे कारोबारी जीवन सेहो छीहे। ओना, घुमन्तू रूपमे माने पथियामे समान लऽ माथपर उठा अंगने-अंगने जरूरियात वस्तु बेचैक चलैन समाजमे चलिये रहल छल।

चौकपर पच्छिम रूखिये दोकान बना, अपन कारोबार शुरू केलौं। जइ दिन दोकान शुरू केलौं, तेकर पछुलका साँझ, दिनबन्धु भाय दोकानपर पहुँचला। छअ-पाँचमे पड़ि गेलौं, काल्हि लक्ष्मीक पूजा केलाक पछाइत ने दोकान ऐँठाएब आकि तइसँ पहिनहि लोककेँ चाह पीआ पान खुआ ऐँठा लेब।

एकटा बात दिनबन्धु भाइक सम्बन्धमे सुनले छल जे जखन अहाँकेँ कोनो काज करैत देखता, तखन ओ ने चाहक आग्रह माने छैथ आ ने गप्प-सप्प करबकेँ पसिन करै छैथ। तइमे काजधारित जँ कोनो प्रश्न पुछबैन तँ मुहेँटा सँ नहि कहता, हाथसँ कैरियो कऽ देखा देता। तँए मनमे बिसवास जमले छल जे सोझामे माने दिनबन्धु भाइक सोझामे लुरू-खुरू जँ करए लगब तखन ओ अपने पहिनहि कहि देता जे चाह-ताहक जोगार नहि करियहह। अपन धर्मो बँचि जाएत आ धनो बँचि जाएत। सएह केलौं। हाथमे माटि-ताति लगले दिनबन्धु भायकेँ कहलयैन-

"भाय साहैब, गोड़ लगै छी। अहीं सभक सेवा ले दोकान शुरू केलौं अछि।"

ओना, बजला पछाइत अपने बुझि पड़ल जे बेसी बजा गेल। आब ओ अपन बात बजता कि हमरा असीरवाद देता। मुदा तइमे रच्छ रहल जे तइ बिच्चेमे दिनबन्धु भाय बजला-

"बौआ, गेलह नेपाल कपार गेल संगे। मुदा तोहीं सभ ने अपन जन्मभूमिकेँ मातृभूमि बनबैक शक्ति छहक। तोरे सबहक ने गाम-समाज

सभ किछु छिअ।"

दिनबन्धु भाइक विचार सुनि मन तरो हुअ लगल आ ऊपरो हुअ लगल। तर-ऊपर शब्दक अर्थ समाजमे खुशीसँ लेल जाइए। नब वस्त्र वा नब खेलौना पेला पछाइत जे बच्चाक एक्शन (हाव-हाव) होइए, ओ तर-ऊपरक होइए।

जहिना गाममे, तहिना लूरि-ढंगमे अपने सोल्होअना चौपट्टे तँ नहि छी। मुदा जइ गतिसँ गाम उनैट-पुनैट रहल अछि तइमे अपन जान बँचत कि जाएत से विचारणीय अछिए। दिनबन्धु भाइक विचारक प्रवाहमे अपने प्रवाहित होइत भँसि गेलौं कि बजा गेल-

"हँ से तँ छिऐहिये भाय साहैब।"

एकाएक दिनबन्धु भाइक मनक विचारमे दोसर प्रश्न उठि गेलैन, ओ बजला-

"पूजी केते लगेलह अछि?"

अखन तक अपन मन असथिर नइ भेल अछि जे लूरि-ढंग पूजी छी कि रूपैआ-पैसा। गप-सप्पक क्रममे लूरियोकेँ पूजी बुझै छी आ रूपैओ-पाइकेँ, मुदा ओ केकरा ले, जे करत तेकरे ले ने। ओना, केकरो लग फूसि नइ बजै छी, मुदा बाल-बोधकेँ वौसैकाल नइ बजै छी, सेहो केना नइ कहब। मुदा कारोबार तँ कारोबार छी, मिसियो भरि फूसि अनुचित छीहे। बजलौं-

"भाय साहैब, पाइ-कौड़ीक पूजी कम अछि, मुदा साइकिलो आ मोटर साइकिलक भंगठी, मोबाइल-कम्प्यूटरक खोल-खाल, नब-धब बिजलीक आगमन अवस्थाक लूरि सेहो अछि, तैसंग समाजसँ तरकारी उपजौनिहारसँ उधारीक आश्वासन सेहो भेटल अछि।"

दिनबन्धु भाय बजला-

"समाजक जे रूप-रेखा अछि तइमे भरपूर पूजी छह। तैसंग किछु आरो क्रियमाण विचारक पूजी सेहो छहे।"

पुछलयैन-

"से की भाय साहैब?"

मुस्की दैत दिनबन्धु भाय बजला-

"पहिल छी, एकाग्र भऽ काज करब आ दोसर छी, आमदनीक हिसाबसँ परिवारक संग अप्पन निर्माण करब। ओना, जहिना शुरूक समाजमे

कियो अपन औजार निर्मित कऽ जीवन बढ़ौलैन आ कियो शरीरे बले बढ़ला, तहिना तँ आइयो अछिए।"

-

*-जगदीश प्रसाद मण्डलजीक जन्म मधुबनी जिलाक बेरमा गाममे 5 जुलाई 1947 इस्वीमे भेलैन। मण्डलजी हिन्दी एवं राजनीति शास्त्रमे एम.ए.क अहर्ता पाबि जीविकोपार्जन हेतु कृषि कार्यमे संलग्न भऽ रूचि पूर्वक समाज सेवामे लागि गेला। समाजमे व्याप्त रूढ़िवादी एवं सामन्ती व्यवहार सामाजिक विकासमे हिनका वाधक बुझि पड़लैन। फलत: जमीन्दार, सामन्तक संग गाममे पुरजोर लड़ाइ ठाढ़ भऽ गेलैन। फलत: मण्डलजी अपन जीवनक अधिकांश समय केस-मोकदमा, जहल यात्रादिमे व्यतीत केलाह। 2001 इस्वीक पछाइत साहित्य लेखन-क्षेत्रमे एला। 2008 इस्वीसँ विभिन्न पत्र-पत्रिकादिमे हिनक रचना प्रकाशित हुअ लगलैन। गीत, काव्य, नाटक, एकांकी, कथा, उपन्यास इत्यादि साहित्यक मौलिक विधामे हिनक अनवरत लेखन अद्वितीय सिद्ध भऽ रहलैन अछि। अखन धरि दर्जन भरि नाटक/एकांकी, पाँच साएसँ ऊपर गीत/काव्य, उन्नैस गोट उपन्यास आ साढ़े आठसाए कथा-कहानीक संग किछु महत्वपूर्ण विषयक शोधालेख आदिक पुस्तकाकार, साएसँ ऊपर ग्रन्थमे प्रकाशित छैन।*

*मिथिला-मैथिलीक विकासमे श्री जगदीश प्रसाद मण्डलजीक योगदान अविस्मरणीय छैन। ई अपन सतत क्रियाशीलता ओ रचना धर्मिताक लेल विभिन्न संस्थासभक द्वारा सम्मानित/पुरस्कृत होइत रहला अछि, यथा- विदेह सम्पादक मण्डल द्वारा गामक जिनगी' लघु कथा संग्रह लेल 'विदेह सम्मान- 2011', 'गामक जिनगी व समग्र योगदान हेतु साहित्य अकादेमी द्वारा- 'टैगोर लिटिरेचर एवार्ड- 2011', मिथिला मैथिलीक उन्नयन लेल साक्षर दरभंगा द्वारा- 'वैदेह सम्मान- 2012', विदेह सम्पादक मण्डल द्वारा 'नै धारैए' उपन्यास लेल 'विदेह बाल साहित्य पुरस्कार- 2014', साहित्यमे समग्र योदान लेल एस.एन.एस. ग्लोबल सेमिनरी द्वारा 'कौशिकी साहित्य सम्मान- 2015', मिथिला-मैथिलीक विकास लेल सतत क्रियाशील रहबाक हेतु अखिल भारतीय मिथिला संघ*

*द्वारा- 'वैद्यनाथ मिश्र 'यात्री' सम्मान- 2016', रचना धर्मिताक क्षेत्रमे अमूल्य योगदान हेतु ज्योत्स्ना-मण्डल द्वारा- 'कौमुदी सम्मान- 2017', मिथिला-मैथिलीक संग अन्य उत्कृष्ट सेवा लेल अखिल भारतीय मिथिला संघ द्वारा 'स्व. बाबू साहेव चौधरी सम्मान- 2018', चेतना समिति, पटनाक प्रसिद्ध 'यात्री चेतना पुरस्कार- 2020', मैथिली साहित्यक अहर्निश सेवा आ सृजन हेतु मिथिला सांस्कृतिक समन्वय समिति, गुवाहाटी-असम द्वारा 'राजकमल चौधरी साहित्य सम्मान- 2020', भारत सरकार द्वारा 'साहित्य अकादेमी पुरस्कार- 2021' तथा साहित्य ओ संस्कृतिमे महत्वपूर्ण अवदान लेल अमर शहीद रामफल मंडल विचार मंच द्वारा 'अमर शहीद रामफल मंडल राष्ट्रीय पुरस्कार- 2022'*

*रचना संसार : 1. इन्द्रधनुषी अकास, 2. राति-दिन, 3. तीन जेठ एगारहम माघ, 4. सरिता, 5. गीतांजलि, 6. सुखाएल पोखरिक जाइठ, 7. सतबेध, 8. चुनौती, 9. रहसा चौरी, 10. कामधेनु, 11. मन मथन, 12. अकास गंगा - कविता संग्रह। 13. पंचवटी- एकांकी संचयन। 14. मिथिलाक बेटी, 15. कम्प्रोमाइज, 16. झमेलिया बिआह, 17. रत्नाकर डकैत, 18. स्वयंवर- नाटक। 19. मौलाइल गाछक फूल, 20. उत्थान-पतन, 21. जिनगीक जीत, 22. जीवन-मरण, 23. जीवन संघर्ष, 24. नै धाड़ैए, 25. बड़की बहिन, 26. भादवक आठ अन्हार, 27. सधवा-विधवा, 28. ठूठ गाछ, 29. इज्जत गमा इज्जत बँचेलौं, 30. लहसन, 31. पंगु, 32. आमक गाछी, 33. सुचिता, 34. मोड़पर, 35. संकल्प, 36. अन्तिम क्षण, 37. कुण्ठा- उपन्यास। 38. पयस्विनी- प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना। 39. कल्याणी, 40. सतमाए, 41. समझौता, 42. तामक तमघैल, 43. बीरांगना- एकांकी। 44. तरेगन, 45. बजन्ता-बुझन्ता- बीहैन कथा संग्रह। 46. शंभुदास, 47. रटनी खढ़- दीर्घ कथा संग्रह। 48. गामक जिनगी, 49. अर्द्धांगिनी, 50. सतभैंया पोखैर, 51. गामक शकल-सूरत, 52. अपन मन अपन धन, 53. समरथाइक भूत, 54. अप्पन-बीरान, 55. बाल गोपाल, 56. भकमोड़, 57. उलबा चाउर, 58. पतझाड़, 59. गढ़ैनगर हाथ, 60. लजबिजी, 61. उकड़ू समय, 62. मधुमाछी, 63. पसेनाक धरम, 64. गुड़ा-खुद्दीक रोटी, 65. फलहार, 66. खसैत गाछ, 67. एगच्छा आमक गाछ, 68. शुभचिन्तक, 69. गाछपर*

*सँ खसला, 70. डभियाएल गाम, 71. गुलेती दास, 72. मुड़ियाएल घर, 73. बीरांगना, 74. स्मृति शेष, 75. बेटीक पैरुख, 76. क्रान्तियोग, 77. त्रिकालदर्शी, 78. पैंतीस साल पछुआ गेलौं, 79. दोहरी हाक, 80. सुभिमानी जिनगी, 81. देखल दिन, 82. गपक पियाहुल लोक, 83. दिवालीक दीप, 84. अप्पन गाम, 85. खिलतोड़ भूमि, 86. चितवनक शिकार, 87. चौरस खेतक चौरस उपज, 88. समयसँ पहिने चेत किसान, 89. भौक, 90. गामक आशा टुटि गेल, 91. पसेनाक मोल, 92. कृषियोग, 93. हारल चेहरा जीतल रूप, 94. रहै जोकर परिवार, 95. कर्ताक रंग कर्मक संग, 96. गामक सूरत बदैल गेल, 97. अन्तिम परीक्षा, 98. घरक खर्च, 99. नीक ठकान ठकेलौं, 100. जीवनक कर्म जीवनक मर्म, 101. संचरण, 102. भरि मन काज, 103. आएल आशा चलि गेल, 104. जीवन दान तथा 105. अप्पन साती- लघु कथा संग्रह।*

ऐ **रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.९.जगदीश प्रसाद मण्डल- मोड़पर (धारावाहिक उपन्यास नअम पड़ाव)



**जगदीश प्रसाद मण्डल**

**मोड़पर (धारावाहिक उपन्यास)**

**नअम पड़ाव**

दस बर्खक पछाइत कामेसरक जीवन जेना ढहि कऽ समतल भूमि जकाँ बनि गेलैन। ने ओ देवी आ ने ओ कराह रहलैन। लोहाक बनल इंजन एक निश्चित अवधिक लेल होइए। तेकरा तेना उपयोग करैक अछि जे अपन पारिवारिक जीवनक संग पूजीक जिनगीक सेहो केना जीवित बनि चलत तइ दिस कामेसरक नजैर गेबे ने केलैन। स्वर्गक कल्पवृक्ष जकाँ जे मांगब, जेते मांगब भेटैत रहत एक्के उपे पाँच बर्ख धरि दुनू ट्रेक्टर भरपूर आमदनी कामेसरकेँ देलकैन। छोट-मोट पार्ट तँ सामान्य रूपेँ लगिते अछि मुदा अस्वस्थ शरीर जकाँ जखन इंजन अस्वस्थ हुअ लगलैन, तखन एक-एक पार्टक टूटो-फूट आ मरो-मरम्मतिक खगता हुअ लगलैन, जइसँ आमदनीक अधिकांश भाग, अधिकांश भागक दू रूप पहिल गाड़ी कम चलब आ दोसर पार्ट कीनैक खर्च, गाड़ीए दिस जाए लगलैन। मुदा तैयो

कामेसरक मनसूबामे मिसियो भरि डगमगाहट नहियेँ एलैन। तैसंग ईहो भेलैन जे ट्रेक्टरक बैंक लोनकेँ बंगाल सरकार माफ कऽ देलकैन।
जीवनक आमदनीमे कमी, माने आर्थिक कमी, रहितो कामेसर अपन जे छवि समाजमे बना लेलैन अछि तइमे कमी नहि हुअए, तेकर पूर्तिक शक्ति भलेँ क्षीण किए ने भेल होनि, मुदा ओइ क्षीणताकेँ अपने मनमे दाबि आनक मनमे अपनाकेँ ओहिना जीवित रखला, जेना कठ-पुतली नाच होइए। खाइ-पीबैक वस्तुसँ लऽ कऽ ओढ़ै-पहिरैक कपड़ाक संग पारिवारिक बेवहारक रख-रखावमे कमी सेहो आबए लगलैन। जइसँ अपनो आ परिवारोकेँ अकासक तरेगन दिनेमे देखाए लगलैन। ओना, सुभद्रा जे बी.ए. पास छैथ, पतिक मनोवेगकेँ सेहो आ मनीवैगक दाबकेँ सेहो बुझैत रहली, मुदा जहिना पति पत्नीक आगू आ पत्नी पतिक आगू अवाच नहि बाजए चाहै छैथ तहिना सुभद्रा सेहो सभकिछु बुझितो किछु ने नहि बाजए चाहै छेली। मनमे संतोखक गाछ हरियाएल रहबे करैन जे अपन सीमा बुझि सभकेँ जीबाक चाही। जखन घरक (परिवारक) गारजन पति छैथ तखन हुनका काजमे किछु बाजब माने दखल देब, पत्नीक लेल अनुचित छीहे। केतौ-केतौ होइतो अछिए।
ओना, कामेसरक मनमे चिड़चिड़ापन सेहो भरपूर जागिये चुकल छेलैन। गाम-समाजक तँ अपन इज्जत-प्रतिष्ठा अछि जे समत्व रूपमे रहल अछि, ओना एकत्व रूपमे सेहो अछि, रहबो केना ने करत। समत्व-सँ-एकत्व आ एकत्व-सँ-समत्वक बीचक आबा-जाही सभक जीवनमे लगल रहिते अछि। गामक बगलेक गाममे माने पलारपुरक सटल दुलारपुर गाममे दुनियाँलाल नामक एकटा बेकती छैथ।
समाजमे दुनियाँलालक अपन पहचान छैन जइ पहचानक फल सेहो भेटिते छैन जे झूठो बजनिहार हुनका लग आबि सत्य बात सुनबो करैए आ बजबो तँ करिते अछि। भलेँ ओ ओहने बजनिहार किए ने हुअए जे बाघकेँ बिलाइक भतीजीए कहैत होउ।
दुनू गामक चौकपर, माने दुलारपुर आ पलारपुरक बीच, दसटा दोकानक चौक अछि जेकरा पलारपुरबला पलारपुरक चौक बुझै छैथ आ दुलारपुरबला दुलारपुरक चौक बुझै छैथ। संजोग भेल जे कामेसर सेहो भोरक एकतोर काज करि ओही चौकक एकटा चाहक दोकानपर पहुँचल छला आ दुनियाँलाल सेहो पहुँचला। गरमाएले कामेसर चाहक दोकानपर

पहुँचिते जोरसँ बजला-

"दुलारपुरबलाकेँ जवानक कोनो ठीक नहि अछि.!"

खगल लोकक मनमे असंतोषसँ जहिना होइए जे की भेटत, केतए भेटत; तहिना कामेसरकेँ सेहो मनमे जनमियेँ गेल रहैन। घटबीए धारक पानि जकाँ कामेसरक दिन-दुनियाँ धीरे-धीरे निच्चाँ उतरए लगलैन। चाहक दोकानपर बैसल दुनियाँलाल बिना किछु बजनहि कामेसरक गट्टा पकैड़ पुछलकैन-

"की दुलारपुरबलाकेँ जवानक ठीक नहि अछि?"

संस्कारसँ कामेसर अपनाकेँ ओइ सीमापर स्थापित कऽ लेने छैथ जे सभ्य समाजक बेकती सभ्य होइए। कामेसरक मनमे किछु दिन बनल रहलैन जे पछुआएल समाजक बीच पहिल इंजीनियर छी, कलकत्ताक माटि-पानिमे अपन वालावस्था बीतल अछि। मुदा से सभ विचार धीरे-धीरे मनसँ विलीन भऽ गेलैन, आ मनमे रोपा गेलैन जे अपनो पाइबला छीहे आ संगियो-साथी पाइयेबला छैथ।

जहिना दुनियाँलाल गट्टा पकैड़ कामेसरकेँ पुछलकैन तहिना कामेसर अपना गट्टामे झिट्टा मारि छोड़बए लगला कि दुनियाँलाल तराक-दे मुँहपर एकटा थापर मारि पुछलकैन-

"अहाँ इंजीनियरिंगक शिक्षा पौने छी, बड़बढ़ियाँ, मुदा समाज की छी, केना बनल अछि आ केना बनल आगू मुहेँ दौगैत चलत, एहेन विचार तँ हर मनुक्खमे एबा चाही। से जाबे धरि नहि औत ताबे धरि तँ समाज लड़खड़ाइते रहत किने? तैबीच जे अहाँ बेकतीक काजकेँ सामाजिक रूपमे बुझि बजै छी, तेतबो बुझैक अवगति नहि अछि।"

मुँहमे थापर लगला पछाइत कामेसरक मनमे जेना चेत जगलैन। जइसँ अपन कमी मनमे जरूर एलैन मुदा लोकक बीच जे थापर मुँहमे लगल छेलैन, तेकर विसविसी मनमे रहबे करैन। बजला-

"गाम-गामक सभ्य लोक चौक-चौराहापर बेइज्जत होइए।"

दुनियाँलाल बजला-

"की न्यायालय चलिकऽ फड़ियाएब.! आकि समाजेमे दस गोरेकेँ बइसाकऽ फड़ियाएब?"

दुनियाँलालक विचार सुनि कामेसर सकसका गेला। दुनियाँलालकेँ अखन तक कामेसर नहि चिन्हिने, से आइ चीन्हि गेला। तैबीच दुनियाँलाल पुन:

बजला-

"समाज छी, सभकेँ एकेठाम रहब अछि।"

दुनियाँलालक विचार जे 'समाजमे सभकेँ एकेठाम रहबाक अछि' सुनि कामेसर चुपे रहि गेला। चाह पीब पुन: अपन काजपर पहुँचला। तखन दुनियाँलालक मनमे उठलैन जे ईहो बातक जानकारी तँ लिअ पड़त जे कामेसर एहेन बात बाजल किए। संजोग बनल, संजोग कि बनल जे गाम-समाजमे एना होइते अछि जे जखन दू गोरेक बीच कहा-कही होइए तँ दुनू अपना-अपना रस्ते समाज दिस बढ़बे करैए तइले समाजोकेँ जना प्रतिकारक रस्ता सेहो बनिते अछि। रामलाल सेहो अपन विचारकेँ जनबैले चाहेक दोकानपर पहुँचला। रामलालकेँ देखते दुनियाँलाल बजला-

"रामलाल भाय, अहाँ बहुत दिन जीब।"

जहिना कोनो खिस्सा-पिहानी वा कोनो पोथी पढ़ए लगै छी, तैबीच जहिना कोनो पात्र बेर-बेर आगूमे अबैत रहै छैथ तिनकर औरुदा बेसी भइये जाइ छैन, तहिना रामलालकेँ देख दुनियाँलाल बाजल छला। अपन व्यथित कथाकेँ रामलाल सुनबैत बजला-

"दुनियाँ, तोहर मोल आन गाममे जे हुअ मुदा दुलारपुरक तँ शिरमौर्य हम तोरे बुझै छिअ। गामक बात छी, तोहीं सभ ने देखबहक।"

रामलालकेँ बुझल नहि जे दुनियाँलाल एक थापर कामेसरक मुँहपर मारि चुकल छैथ।

आहे-माहे, रामलालक मुहसँ सुनि, किसुनलाल चरियबैत बाजल-

"रामलाल भैया, अहूँ रामे जकाँ बड़ मायावी छी, केतौ ब्रह्म बनि जाइ छी तँ केतौ बनवासी आ केतौ सीताक भाँजमे गाछो-बिरीछसँ पुछए लगै छिऐ, तँ केतौ रामलला सेहो बनि जाइ छी.! सोझ-साझ बाजू जे कामेसरक संग की भेल अछि?"

मनक पीड़ाकेँ सुनि जहिना कियो ओकर पीड़पनकेँ पकड़ए चाहै छैथ, जइसँ पीड़ितकेँ जे पीड़पन भेटै छैन तहिना रामलालकेँ सेहो भेलैन। हलसैत बजला-

"किसुन ट्रेक्टरक काज करै छैथ। एडभान्स अधा पाइ दऽ देने छेलिऐन। काज भेला पछाइत जखन हिसाब करए लगलौं तखन एडभान्स पाइ जोड़बे छोड़ि देने छैथ।"

रामलालक विचार सुनि दुनियाँलाल घटनाकेँ बिसरजने करब नीक बुझलैन। जँ एहेन-एहेन घटनाक गिनती करए लगब तखन जे बुझै छी जे आइधरि चौदहो हजार लड़ाइ दुनियाँक धरतीपर भेल अछि, से बात नहि अछि, एक-एक गामक एहेन इतिहास अछि जे चौदह हजारसँ बेसीए लड़ाइ भेल अछि। खाएर जे अछि, घटना बिसरजन करैत किसुन लाल बजला-

"भाय साहैब, छोड़ू ऐ बातकेँ। काजक बेर अछि अपन-अपन दुनियाँ देखए चलै चलू।"

दिनुका भोजन करैले जखन कामेसर एला तखन सुभद्रा भोजने करैकाल बजली-

"डॉनवास्कोबला तीनू बच्चाकेँ चेतावनी दैत कहलक अछि जे परसू धरि जँ फीस नहि जमा करब तँ विद्यालयसँ निकालि देब।"

जहिना कोनो झंझावात कानमे पड़िते झनकारि दइए तहिना कामेसरक मन झनैक उठलैन। झनैक ई उठलैन जे अपने कलकत्ताक ओइ कौलेजमे पढ़ने छी जइमे सुभाष बाबू, विधानचन राय आदि अनेको बंगालक रत्न पढ़ने छैथ, पत्नी सेहो भागलपुरक टी.एन.बी. कौलेजसँ ग्रेजुएशन केने छैथ। तैठाम बाल-बच्चाकेँ डॉनवास्को सन विद्यालयसँ चेतावनी भेट रहल अछि.!

कामेसरक मन टुटए लगलैन। टुटैत मन बनर्जीदादाक ओ बात आइ मानैले तैयार भऽ गेलैन अछि जे बात कामेसरकेँ इंजीनियरिंग कौलेजमे प्रवेश पबै दिन बनर्जीदादा कहने छेलखिन जे 'कामेसर, दृढ़ संकल्प ले दृढ़ पथोक खगता अछि, जँ से नहि भेल तखन ओइ संकल्पकेँ रहै-जाइक अनिश्चितता बनले रहैए।'

-

*-जगदीश प्रसाद मण्डलजीक जन्म मधुबनी जिलाक बेरमा गाममे 5 जुलाई 1947 इस्वीमे भेलैन। मण्डलजी हिन्दी एवं राजनीति शास्त्रमे एम.ए.क अहर्ता पाबि जीविकोपार्जन हेतु कृषि कार्यमे संलग्न भऽ रूचि पूर्वक समाज सेवामे लागि गेला। समाजमे व्याप्त रूढ़िवादी एवं सामन्ती व्यवहार सामाजिक विकासमे हिनका वाधक बुझि पड़लैन। फलत: जमीन्दार, सामन्तक संग गाममे पुरजोर लड़ाइ ठाढ़ भऽ गेलैन। फलत:*

*मण्डलजी अपन जीवनक अधिकांश समय केस-मोकदमा, जहल यात्रादिमे व्यतीत केलाह। 2001 इस्वीक पछाइत साहित्य लेखन-क्षेत्रमे एला। 2008 इस्वीसँ विभिन्न पत्र-पत्रिकादिमे हिनक रचना प्रकाशित हुअ लगलैन। गीत, काव्य, नाटक, एकांकी, कथा, उपन्यास इत्यादि साहित्यक मौलिक विधामे हिनक अनवरत लेखन अद्वितीय सिद्ध भऽ रहलैन अछि। अखन धरि दर्जन भरि नाटक/एकांकी, पाँच साएसँ ऊपर गीत/काव्य, उन्नैस गोट उपन्यास आ साढ़े आठसाए कथा-कहानीक संग किछु महत्वपूर्ण विषयक शोधालेख आदिक पुस्तकाकार, साएसँ ऊपर ग्रन्थमे प्रकाशित छैन।*

*मिथिला-मैथिलीक विकासमे श्री जगदीश प्रसाद मण्डलजीक योगदान अविस्मरणीय छैन। ई अपन सतत क्रियाशीलता ओ रचना धर्मिताक लेल विभिन्न संस्थासभक द्वारा सम्मानित/पुरस्कृत होइत रहला अछि, यथा- विदेह सम्पादक मण्डल द्वारा "गामक जिनगी" लघु कथा संग्रह लेल "विदेह सम्मान- 2011", "गामक जिनगी व समग्र योगदान हेतु साहित्य अकादेमी द्वारा- "टैगोर लिटिरेचर एवार्ड- 2011", मिथिला मैथिलीक उन्नयन लेल साक्षर दरभंगा द्वारा- "वैदेह सम्मान- 2012", विदेह सम्पादक मण्डल द्वारा "नै धारैए" उपन्यास लेल "विदेह बाल साहित्य पुरस्कार- 2014", साहित्यमे समग्र योदान लेल एस.एन.एस. ग्लोबल सेमिनरी द्वारा "कौशिकी साहित्य सम्मान- 2015", मिथिला-मैथिलीक विकास लेल सतत क्रियाशील रहबाक हेतु अखिल भारतीय मिथिला संघ द्वारा- "वैद्यनाथ मिश्र "यात्री" सम्मान- 2016", रचना धर्मिताक क्षेत्रमे अमूल्य योगदान हेतु ज्योत्स्ना-मण्डल द्वारा- "कौमुदी सम्मान- 2017", मिथिला-मैथिलीक संग अन्य उत्कृष्ट सेवा लेल अखिल भारतीय मिथिला संघ द्वारा "स्व. बाबू साहेव चौधरी सम्मान- 2018", चेतना समिति, पटनाक प्रसिद्ध "यात्री चेतना पुरस्कार- 2020", मैथिली साहित्यक अहर्निश सेवा आ सृजन हेतु मिथिला सांस्कृतिक समन्वय समिति, गुवाहाटी-असम द्वारा "राजकमल चौधरी साहित्य सम्मान- 2020", भारत सरकार द्वारा "साहित्य अकादेमी पुरस्कार- 2021" तथा साहित्य ओ संस्कृतिमे महत्वपूर्ण अवदान लेल अमर शहीद रामफल मंडल विचार मंच द्वारा "अमर शहीद रामफल मंडल राष्ट्रीय पुरस्कार- 2022"*

*रचना संसार : 1. इन्द्रधनुषी अकास, 2. राति-दिन, 3. तीन जेठ एगारहम माघ, 4. सरिता, 5. गीतांजलि, 6. सुखाएल पोखरिक जाइठ, 7. सतबेध, 8. चुनौती, 9. रहसा चौरी, 10. कामधेनु, 11. मन मथन, 12. अकास गंगा - कविता संग्रह। 13. पंचवटी- एकांकी संचयन। 14. मिथिलाक बेटी, 15. कम्प्रोमाइज, 16. झमेलिया बिआह, 17. रत्नाकर डकैत, 18. स्वयंवर- नाटक। 19. मौलाइल गाछक फूल, 20. उत्थान-पतन, 21. जिनगीक जीत, 22. जीवन-मरण, 23. जीवन संघर्ष, 24. नै धाड़ैए, 25. बड़की बहिन, 26. भादवक आठ अन्हार, 27. सधवा-विधवा, 28. ठूठ गाछ, 29. इज्जत गमा इज्जत बँचेलौं, 30. लहसन, 31. पंगु, 32. आमक गाछी, 33. सुचिता, 34. मोड़पर, 35. संकल्प, 36. अन्तिम क्षण, 37. कुण्ठा- उपन्यास। 38. पयस्विनी- प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना। 39. कल्याणी, 40. सतमाए, 41. समझौता, 42. तामक तमघैल, 43. बीरांगना- एकांकी। 44. तरेगन, 45. बजन्ता-बुझन्ता- बीहैन कथा संग्रह। 46. शंभुदास, 47. रटनी खढ़- दीर्घ कथा संग्रह। 48. गामक जिनगी, 49. अर्द्धांगिनी, 50. सतभैंया पोखैर, 51. गामक शकल-सूरत, 52. अपन मन अपन धन, 53. समरथाइक भूत, 54. अप्पन-बीरान, 55. बाल गोपाल, 56. भकमोड़, 57. उलबा चाउर, 58. पतझाड़, 59. गढ़ैनगर हाथ, 60. लजबिजी, 61. उकड़ू समय, 62. मधुमाछी, 63. पसेनाक धरम, 64. गुड़ा-खुद्दीक रोटी, 65. फलहार, 66. खसैत गाछ, 67. एगच्छा आमक गाछ, 68. शुभचिन्तक, 69. गाछपर सँ खसला, 70. डभियाएल गाम, 71. गुलेती दास, 72. मुड़ियाएल घर, 73. बीरांगना, 74. स्मृति शेष, 75. बेटीक पैरुख, 76. क्रान्तियोग, 77. त्रिकालदर्शी, 78. पैंतीस साल पछुआ गेलौं, 79. दोहरी हाक, 80. सुभिमानी जिनगी, 81. देखल दिन, 82. गपक पियाहुल लोक, 83. दिवालीक दीप, 84. अप्पन गाम, 85. खिलतोड़ भूमि, 86. चितवनक शिकार, 87. चौरस खेतक चौरस उपज, 88. समयसँ पहिने चेत किसान, 89. भौक, 90. गामक आशा टुटि गेल, 91. पसेनाक मोल, 92. कृषियोग, 93. हारल चेहरा जीतल रूप, 94. रहै जोकर परिवार, 95. कर्ताक रंग कर्मक संग, 96. गामक सूरत बदैल गेल, 97. अन्तिम परीक्षा, 98. घरक खर्च, 99. नीक ठकान ठकेलौं, 100. जीवनक कर्म जीवनक मर्म, 101. संचरण, 102. भरि मन काज, 103. आएल आशा चलि*

*गेल, 104. जीवन दान तथा 105. अप्पन साती- लघु कथा संग्रह।*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१०.रबीन्द्र नारायण मिश्र- मातृभूमि (उपन्यास)- २१ म खेप



**रबीन्द्र नारायण मिश्र**

**मातृभूमि (उपन्यास)- २१ म खेप**

२१

दोसर दिन भोरे नागबाबा पाठशाला आबि जयन्तसँ भेंट केलनि ।

"हम वापस जानकीधाम जा रहल छी । भेल जे जएबासँ पहिने अहाँक भेंट केने चली ।"

"अहाँ अएलहुँ तँ हमरा बहुत उसास भेल । हमरा इच्छा छल जे अहाँक सामनेमे पाठशालाक काजकेँ आगू कएल जाए । एक बेर शुरु भए जेतैक तँ चलैत रहतैक ।"

"एतेक आसान बात नहि अछि । एहिठाम बहुत तरहक बातसभ छैक । एहिमे बड़का-बड़का लोकसभक हाथ छैक । अहाँक शोधग्रंथ लए कए सेहो बहुत षड्यंत्र भए रहल अछि । अहाँकेँ तँ स्वयं बुझले अछि जे जानकीधाम धरि ई लठैतसभ अहाँक पछोड़ केने छल।"

"तखन की कएल जाए?"

"हमरा विचारसँ एहि शोधग्रंथकेँ कालीकान्त लग पठा दिऔक । ओतहि एकर विमोचनो होएत आ तकरबाद आगूक कार्यक्रम सेहो तैयार कएल जाएत ।"

"मुदा ई कालीकान्त लग जाएत कोना?"

"बढ़िआँ होइत जे अहाँ हमरे संगे चलितहुँ । ताबे एहूठाम माहौल शांत हेतैक ।"

"ठीक छैक। "

साँझमे जयन्त नागबाबाक संगे शोधग्रंथ लए बिदा भए गेलाह । जयन्तके नागबाबा संगे जाइत देखि सौंसे उतरिबारिटोल उलटि गेल । सभकेँ भेलैक जे जयन्त तंग भए लखनपुर छोड़ि रहल छथि । ओना ई बात जयन्त ककरो कहने नहि रहथिन । ककरो पतो नहि चलितैक। मुदा जखन नागबाबाक संगे धारक कात ओ पहुँचलाह तँ सुधाकर अपन लठैतसभक संगे थानासँ छुटि कए आबि रहल छल । हिनका लोकनिकेँ जाइत देखि ओकर प्रसन्नताक अंत नहि छल ।

"नागबाबा! धन्य छी अहाँ । ई काज जँ पहिने केने रहितहुँ तँ एतेक फसाद नहि होइत । खैर! कोनो बात नहि । हम तँ जयन्तकेँ पहिने कहने रहिऐक जे गामक वातावरण ओकरा सन विद्वानकेँ रहए जोगर नहि अछि । ओकरा जानकीधामेमे रहब ठीक हेतैक । ओहुना आब पाठशाला के जाइत अछि? चारूकात अंग्रेजी माध्यमक इसकूलसभ खुजि गेल छैक । लोक देहो बेचि कए अपन बाल-बच्चाकेँ पब्लिक इसकूलमे पढ़बए चाहैत अछि ।"

"नागबाबा किछु नहि जबाब देलखिन, ने जयन्त किछु बजलाह । सुधाकर विजयी मुद्रामे लठैतसभक संगे आगू बढ़ि गेलाह । गामसँ जयन्तक जएबाक समाचार क्रमश: सौंसे पसरि गेल। ई बात गोविंदक कान धरि सेहो पहुँचल । पहुँचैक रहैक । थोड़बे कालक बाद गोविंदक माधवसँ भेंट भेलनि ।

"जयन्त गाम छोड़ि कए जा रहल छथि।"-गोविंद बजलाह।

'से तूँ कोना बुझलहक? -माधव पुछलकनि ।

"सौंसे गाममे हल्ला छैक । लोकसभ धारपर करमान लागल अछि । हुनका लौटबाक आग्रह कए रहल अछि ।"

"तँ की ओ मानि नहि रहल छथि?"

"चलह ने । ओतहि जा कए सही बातक जानकारी भेटि सकैत अछि ।"

माधव आ गोविंद धारक कात पहुँचैत छथि । ओहिठाम लखनपुर दुनूटोलक लोकक करमान लागल छल । सभ एतबे बाजि रहल छल -

"ई तँ बहुत खराब भेल । एहन विद्वान लोककेँ अपन डीह-डाबर छोड़ए पड़ि रहल छैक ।"

भीड़केँ चीड़ैत दुनूगोटे जयन्त लग पहुँचलाह । ओ सभ जयन्तक पैर पर खसि पड़ैत छथि ।

"हम किन्नहु अहाँकेँ वापस नहि जाए देब । ई तँ बहुत भारी अन्याय होएत । हमरासभकेँ जीबैत ई कदापि नहि होएत ।"

"अहाँसभ परेसान नहि होउ । थोड़ेदिनक बाद जयन्त स्वयं गाम वापस आबि जेताह । जानकीधाममे किछु जरूरी काज छनि। तकरबाद आगूक बात-विचार कएल जेतैक ।"

" जँ हमरा दुनूगोटेकेँ संगे जएबाक अनुमति देथि तखने हिनका जाए देबनि ।"

"कोनो हर्ज नहि । जँ अहाँ सभकेँ सएह इच्छा अछि तँ चलि सकैत छी । मुदा गौंवासभकेँ तँ मनाउ ।"

गोविंद,आ माधव जयन्त आ नागबाबाक संगे बिदा भए गेलाह । गौंवासभ बड़ीकाल धरि ई दृश्य देखैत रहि गेलाह ।

*-रबीन्द्र नारायण मिश्र, पिताक नाम: स्वर्गीय सूर्य नारायण मिश्र, माताक नाम: स्वर्गीया दयाकाशी देवी, बएस: ६९ वर्ष, पैतृक ग्राम: अड़ेर डीह, मातृक: सिन्घिआ ड्योढ़ी, वृति: भारत सरकारक उप सचिव (सेवानिवृत्त), स्पेशल मेट्रोपोलिटन मजिस्ट्रेट, दिल्ली(सेवानिवृत्त), शिक्षा: चन्द्रधारी मिथिला महाविद्यालयसँ बी.एस-सी. भौतिक विज्ञानमे प्रतिष्ठा : दिल्ली विश्वविद्यालयसँ विधि स्नातक, प्रकाशित कृति: मैथिलीमे: प्रकाशन वर्षः२०१७ १.भोरसँ साँझ धरि (आत्म कथा),२. प्रसंगवश (निवंध), ३.स्वर्ग एतहि अछि (यात्रा प्रसंग); प्रकाशन वर्षः२०१८ ४. फसाद (कथा संग्रह) ५. नमस्तस्यै (उपन्यास) ६. विविध प्रसंग (निवंध) ७.महराज(उपन्यास) ८.लजकोटर(उपन्यास); प्रकाशन वर्षः२०१९ ९.सीमाक ओहि पार(उपन्यास)१०.समाधान(निवंध संग्रह) ११.मातृभूमि(उपन्यास) १२.स्वप्नलोक(उपन्यास); प्रकाशन वर्षः२०२० १३.शंखनाद(उपन्यास) १४.इएह थिक जीवन(संस्मरण)१५.ढहैत देबाल(उपन्यास); प्रकाशन वर्षः२०२१ १६.पाथेय(संस्मरण) १७.हम आबि रहल छी(उपन्यास) १८.प्रलयक परात(उपन्यास); प्रकाशन वर्षः२०२२ १९.बीति गेल समय(उपन्यास) २०.प्रतिबिम्ब(उपन्यास) २१.बदलि रहल अछि सभकिछु(उपन्यास) २२.राष्ट्र मंदिर(उपन्यास) २३.संयोग(कथा संग्रह) २४.नाचि रहल छलि वसुधा(उपन्यास)।*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.११.नारायण यादवक ५ टा कथा- कथा-१ जइपर सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

विदेहक लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर समीक्षा सीरीज

ऐ अंकमे प्रस्तुत अछि नारायण यादवक ५ टा कथा जइपर हमर समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर अछि।- सम्पादक



नारायण यादवक ५ टा कथा

**कथा १**

**नवकी पुतोहु**

आनन्दक बिआह बड़ धूम-धामसँ भेल छल। कनियाँ अति सुन्नैर, तँए दानो-दहेज कमे भेटल छेलैन। आनन्दक पिताश्रीक घोषणा छल-

"कद ऊँची, नाक लम्बी और रंग गोरी हो तो आओ, नहीं तो बाहर जाओ।"

अही अधारपर कनियाँक चुनाव भेल छल। कनियाँक आगत-भागतमे आनन्दक माए राधादेवी परेशान छेली। मनमे होइत रहैन जे पुतोहु औत तँ काम-काजमे मदद करत। सेवा सुश्रुषा करत। भानस-भात करत।

माल-जालक देख-रेख सेहो करत। बाधसँ आएब तँ एक लोटा पानि लाबत आ बिऐन हौंकत...। आदि-आदि सभ टहल-टिकोरा करत...।

आइ आनन्दक माए राधा देवी बड़ खुश छैथ। खुश ऐ लेल नहि जे आनन्द कनियाँ लए कऽ आबि रहल छैथ, खुश ऐ लेल जे आनन्द बिआह करैले तैयारे नहि भऽ रहल छल। बिआहोक उमर होइ छइ। उमर ढरल जा रहल छेलइ। ओ बिआह नइ करबाक हेतु अनेको बहाना बना रहल छल। कहैत छल ऐगला साल करब, आ जखन ऐगला साल आएल तँ फेर ऐगला सालक बहाना करैत रहै छल। राधाक आग्रहपर बिआहक लेल तैयार भेल छल। तँए राधा खुश छेली।

ओ दिन आबि गेल जखन आनन्द अपन पत्नीकेँ अपना घर अनलक। मोटर गाड़ीक अबाज सुनिते अड़ोस-पड़ोसक दाइ-माइ लोकैन सभ अपन-अपन काम-काज छोड़ि-छाड़ि कनियाँ देखए आबए लगली। ननौरवाली सागमे सँ अटकी-मटकी बीछि रहल छेली। ओहो सभ किछु छोड़ि दौगल एली।

लौफावाली बच्चाकेँ दूध पियाबैत छेली से बच्चाकेँ नेनहि दौगली। हरड़ीवाली आ ठाढ़ीवालीकेँ आमक टुकला लेल झगड़ा होइत रहै, ओहो दुनू गोरे झगड़ा छोड़ि कनियाँ देखए लफरल विदा भेली। राधा बरतन माजै छेली। बरतन माजब छोड़ि कनियाँक परिछण हेतु सामग्री ओरियाबए लगली। सभ दाइ-माइ जमा भऽ गेली। माथपर दौरा जइमे दीप जरैत छेलै, लय मरौत बन्हने गीत गबैत मोटर गाड़ी लग, पहुँचली। गीतक बोल छल-

"एलै शुभ-के लगनमा शुभे हे शुभे...।"

पाँच-सात गोट सधवा मौगी सभ कनियाँक परिछण केलक। तेकर बाद कनियाँक ननैद रूपम दाइ कनियाँ-बरकेँ आँगन लए गेल। जतेक दाइ-माइ लोकैन आएल छेली ओ सभ अपन-अपन घर दिस विदा भेली।

बाटमे कनियाँक टिका-टिपण्णी हुअ लागल। सिसवारिवाली काकी जे

सभसँ बुजुर्ग छेली ओ बजली-

"गे दाइ, आइ तक एहेन कनियाँ नइ देखने रही। देखही ने केकरो देख कऽ माथो झँपलकै। हमर पुतोहु एहेन रहैत ने तँ छाउर लगा कऽ जी खींच लैतिऐ। कहू तँ ससुरोक लाज केलकै।"

नवानीवाली बजली-

"एतेकटा कहीं मौगी होइ छइ..!"

तैपर भेजावाली बजली-

"पीठ केहेन चाकर-चौरस छै, जेना गामा पहलमान होइ!"

गुलछर्रा छोड़ैत सभ अपन-अपन घर गेल। राधा भनसा घरमे जा बेटा-पुतोहुक लेल खूब नीक तीमन-तरकारी बनौलक। पापड़, तिलौरी, तिलकोरक तरूआ थारीमे सजा बेटा आनन्द आ पुतोहु सुलेखा लेल ओकरा कोठलीमे पहुँचली।

माएकेँ देखते आनन्द बाजल-

"माए, अखन आठो नहि बाजल अछि आ तूँ खाना लऽ कऽ आबि गेलेँ।"

राधा बजली-

"हँ बेटा,कनियाँ जे आएल अछि। नहि जानि कनियाँ कखन भोजन केने हेती।"

बजैत राधा टेबुलपर थारी राखि चापाकलपर सँ एक लोटा जल आ एकटा गिलास सेहो आनि कऽ टेबुलपर राखि देलक।

आनन्द आ ओकर पत्नी सुलेखा दुनू गोरे भोजन करए लागल। सुलेखा बजली-

"भोजन के बनौलक अछि।"

आनन्द कहलकै-

"भोजन माँ बनेने हेती।"

सुलेखा बजली-

"खाना बनबैले नौकरानी नहि रखने छी। हमरा ओतए तँ आँगनक लेल एकटा नौकरानी आ दरबज्जा परहक लेल एकटा नौकर अछि।"

आनन्द आ सुलेखा भोजन करए लागल।

राधा बीच-बीचमे आबि परसन दए दैत रहथिन। भोजन समाप्त भेल। राधा जूठ फेरि एक जग पानि आ एकटा गिलास आनि टेबुलपर राखि देलखिन।

आनन्द आ सुलेखा पूरब-पच्छिमक गप-सप्प करैत कखन सुतली से राधा नहि बुझि सकली।

राधा भोरे उठि अँगना-दरबज्जामे झाड़ू लगौलक। घर आ आँगनमे फिनाइलबला पानिसँ पोछा लगौलक, तेकर बाद रसोइ घरमे जा सभ बरतन-वासन सभ साफ केलक। चाह बनौलक। दू कप चाह पहिने सुलेखा आ आनन्दक हेतु छनलक। चाह लऽ कऽ आनन्दक कोठरीक दरबज्जा खटखटेलक आ बाजल-

"बेटा आनन्द, उठू। देखू सुरूज भगवान निकैल गेल छैथ। चाह पीब लीअ तखन सुतब।"

दरबाजा खुजल राधा चाहक ट्रे टेबुलपर राखि बाहर आबि गेली। एक कप चाह अपन बेटी रूपम लेल आ एक कप चाह अपने वास्ते लए पीअ लगली।

आनन्द आ सुलेखा सेहो चाह पीबैत रहैथ। सुलेखा रौतुका भोजनक आ

अखुनका चाहक प्रशंसा करैत बजली-

"आनन्दजी, अहाँक माए अनमोल रत्न छैथ। हिनका हाथक चाह आ भोजन तँ मुहोँसँ नहि छुटैत अछि।"

आनन्दजी बजला-

"सुलेखा, माएकेँ सभ लूरि छइ। एकटा बेटी छइ। देखियौ ने ओकरो सभ लूरि सिखा देने अछि। हमरा बहिनकेँ कोन लूरि ने अछि। ई सभटा माइक देन अछि।"

ताबत चाहक चुस्की लैत रूपम भौजीक कोठरीमे प्रवेश केली आ बजली-

"भौजी, हमर चर्चा किए करै छी।"

सुलेखा ऐंठैत बजली-

"हम अहाँक चर्चा किएक करब। अहाँक भाइये अहाँक चर्चा करैत अछि।"

आनन्दजी बजला-

"बहिन, कनी भौजीकेँ अपन लूरि सभ सीखा दहीन।"

भौजी चद-दे बजली-

"हमरा कोन लूरि नइ अछि। जे हम अहाँक बहिनसँ लूरि सिखब। ओ अपन लूरि अपने लग राखथु।"

रूपम अपन भौजीक हाव-भाव, बात-विचार आ अहंकारकेँ भाँपि चुकल छल। ओ चाह पीबैत अपना कोठरीमे चलि गेल।

आनन्द अपन खेती-पथारीकेँ देखैले बाध-बोन जाए लगला। राधा जन-

बोनिहारक जलखै लए खेतपर पहुँचाबए लगली। राधा ओमहरसँ माल-मवेशीक लेल एक पथिया घासो नेने अबैत छेली। राधाकेँ मनमे होइत रहैत छल जे पुतोहु खाना बना कऽ रखने हेती। मुदा पुतोहु तँ जलखै कए जे सुतै छेली से सासुकेँ बाधसँ एलाक बाद आ भोजन बनलाक बादे उठै छेली। उठि स्नान कए अपनेसँ खाना परैस बिनु केकरो खुऔनहि अपने खा कए पुन: कोठरीमे बन्द भऽ जाइत छेली।

ऐ तरहेँ बहुतो दिन बीति गेल मुदा सुलेखामे कोनो सुधार नहि भऽ सकल। कएक बेर आनन्दो कहि कऽ थाकि गेल छला। सुलेखा घरक वातावरणकेँ बिगारए लागल। सासु-पुतोहुमे मन-मुटाव बढ़ि गेल। राधाक मनमे भेल छलैन जे पुतोहु औत। सेवा करत। कपड़ा-लत्ता साफ करत। मुदा सभ मनोरथ...। सेवा केनाइ तँ दूर जे प्रेमसँ बातो नहि करैत छेलैन।

राधा भोरे उठि सभ घर-दुआरकेँ झाड़ूसँ साफ कए पोछा लगा मवेशीक लेल चारा लाबए चल गेल। जखन ओ बाधसँ आबैथ तँ सुलेखाकेँ सुतले देखलैन। मन तँ घोर भऽ गेलैन। मनमे ई आशा लागल रहैत छेलैन जे घर जाएब तँ सुलेखा एक लोटा पानि आनि आगाँमे देती। बिऐन डोलेती। मुदा एकोटा मनोरथ पूर नहि भेल।

पुतोहुकेँ सुतल देख राधा अपनेसँ चापाकलपर जा हाथ-पएर धोलैन। रसोइ घर खोलि नाश्ता परोसि कए हवामे बैस नाश्ता कए लैत छेली। राधा सुलेखाक खातिरदारी करैत-करैत उबि चुकल छेली। बिना किछु बजनहि। किछु ठंढाइत फेर भनसा घर खोलि भानस करए लगली। मुदा सुलेखा सुतले रहली।

राधा मनमे सोचै छेली जे बेटा खेतसँ आएत आ भोजन समयपर नहि भेटतै तँ सुलेखाकेँ गारि-फज्झैत करत। आइ बेटासँ शिकायत करबाक उचित मौका देख रहल छल। तँए सुलेखाकेँ सुतले छोड़ि देलक।

सुलेखाक नीन अचानक टुटि गेल। ओ धड़फड़ाइत भनसा घर गेली। ओतए देखलैन जे सासु भनसा बना रहली अछि। सुलेखा बजली-

"चुल्हा लगसँ हटथिन ने हम भानस बना लइ छी।"

राधा चुल्हा लगसँ नहि उठली। सुलेखा मुँह बिजकबैत अपना कोठरीमे जा सुति रहली।

आनन्द खेतमे काम-काजकेँ सलटिया जखन कलौ बेरमे घर एला तँ देखै छैथ माए खाना बना रहल अछि आ सुलेखा अपना कोठरीमे सुतल अछि। माएसँ पुछलखिन-

"माए, भानस तूँ बना रहल छेँ! सुलेखाकेँ किछु भऽ गेलैहेँ की?"

राधा अपन बेटाक मुहसँ ई बात सुनिते तमशाएल मुद्रामे बाजल-

"कनियाँकेँ की हेतइ। हम तँ तोरा सबहक नौकरानी छीहे।"

आनन्द तामसे सुलेखाकेँ उठौलक आ ओकरा गाड़ि-फज्झैत करए लागल। सुलेखा मानएवाली नहि। ओहो आनन्दक तेरहो-पुरखाकेँ उकटए लागल।

आनन्द खेतसँ गरमाएल आएले छल, तमसाएल छलाहे सुलेखाकेँ एक-दू थप्पर लगा देलक। आब तँ सुलेखा जोर-जोरसँ कानए लगली।

कानब सुनि अड़ोसिया-पड़ोसिया जमा भऽ गेल। राधो भनसा घरसँ दौगल एली। आ बेटाकेँ डाँट-फटकार देबए लगली। आनन्दकेँ हाथ पकैड़ कोठरीसँ बाहर केली। आ सुलेखाकेँ बोधए लगली।

पुतोहु पैघ बापक बेटी तँए ओ केकरो ताना-बाना सहएवाली नहि छेली। राधोकेँ गाड़ि-फज्झैत करए लगली। बात दिनानुदिन तनाव आ अशान्तिक तरफ बढ़ए लागल। सुलेखा दू दिनसँ किछु ने खेने छेली।

राधाक काम-काज बढ़ि गेल। आब तँ आनन्द आ आनन्दक माइयो परेशान रहए लागल। दुनूकेँ डर होमए लगलैन जे कहीं आत्महत्या ने कऽ लिअए। केतेक बुझैला-सुझेलासँ आ घटनाक जिम्मेदारी अपना ऊपरमे

लए दुनू माय-पुत गलती सुलेखासँ मानलक, तखन सुलेखा जे दू दिनसँ भूखल-पियासल छल। दतमैन केलैन आ मुँह धोलैन। आ पछाइत भोजन केलैन।

राधा हारि मानि सभ कार्य पूर्ववते करैत रहल। धीरे-धीरे दुनू पति-पत्नीमे मिलान भेलइ। आनन्द बाजल-

"सुलेखा सभ माइ-बापक इच्छा होइ छैन जे पुतोहु घरक काम-धन्धाकेँ देखैथ आ सासु-ससुरक सेवा करैथ।"

आनन्दक एतेक बजनाइयो समाप्त नहि भेल छल कि बिच्चेमे सुलेखा बाजि उठल-

"हम अहाँ-सबहक नौकरनी बनि नहि आएल छी। हमर बाप केहेन छला जे हमरा एकटा भिखमंगा ओतए बियाहि देलक।"

कहैत सुलेखा कानए लगली।

सुलेखा धनिक घरक बेटी। कहियो भानस केनाइ तँ दूर जे अपन कपड़ो नहि साफ करैत छल। ऐ प्रकारे ओ अपन मर्जीसँ काम-काज करैत छल।

राधाक इच्छा छल जे पुतोहु हमरासँ पुछैथ जे खानामे की सभ बनेबाक अछि। केतेक चाउर, केतेक दालि... इत्यादि इत्यादि। मुदा सुलेखा अपन मर्जीसँ कोनो काज करैत छल। अपना मन मोताबिक रसोइ बनबैत छल। ओ खाना दोसरकेँ पसिन होइ अथबा नहि।

एक दिनक बात छी। सुलेखा तरूआ छानि रहल छल। ई देख राधा बाजल-

"छानि कऽ खेबाक छह तँ बापकेँ कहक जे एक टीन तेल भेज देतह।"

ऐपर सुलेखा जवाब देलक-

"हिनकर बाप कहियो एक किलो तेल भेज देने छेलैन।"

राधा सुलेखाक जवाब सुनि तिलमिला कऽ रहि गेली।

ऐ प्रकारे सासु आ पुतोहुमे कोनो-कोनो छोटो-छोटो बातपर कखनो बहसवाजी शुरू भऽ जाइत छल।

राधा अपन मन मसोइस कऽ रहि जाइ छेली। कामकाजु राधा दिन-प्रति-दिन चिड़चिड़ा स्वभावक होबए लागल। ओना, एहेन बात नहि छल जे आनन्द अपना पत्नी सुलेखाकेँ नहि समझाबैत छल। परन्तु सुलेखा अपना सामने केकरो मोजरे ने दैत छल। एवम् प्रकारेण पति-पत्नीमे सेहो मन-मुटाव बढ़ि गेल।

सुलेखा अपना परिवारकेँ नरक बना देने छल। सुलेखा रूपवती छल तँए दहेजोमे छूट भेल छल। ओकरा अपन सुन्दरता आ बापक सम्पैतपर घमण्ड छेलैन। ओ अपनाकेँ घरक मालकिन आ अन्य सदस्यकेँ नौकर बुझैत छल।

राधा टुटि चुकल छल। एक तँ काम-काजक बोझ, दोसर छोटो-छोटो बातक लेल हर-हर खट-खट होइत छल।

एमहर दोसर बेटा सुरेश प्रतियोगिता परीक्षामे दिन-राति लागल रहैत छल। बी.एड. पास कए चुकल छल। टीईटी परीक्षामे सेहो नीक अंक आएल रहइ। तँए ओ शिक्षक भऽ गेल छल। मुदा सुरेश अपना घरमे जेठ भाइक पत्नी जे बड़का घरक बेटी छल, ओकर किरदानी देख नेने छल। तँए हेतुए ओ सोचैत छल जे हम कोनो मध्यम वर्गक परिवारक लड़कीसँ शादी करब। लड़कीक शील-स्वभाव नीक होइ। काजुल होइ। घरक काज-करैमे निपुण होइ। ओहन गुणवाली लड़कीसँ शादी करबाक सोचमे छल।

सुरेशक पिताजी आब बुढ़ भऽ गेल छला। ओ जेठकी पुतोहुक व्यवहारसँ एतेक ने आहत भऽ गेल छला जे ब्लड-प्रेसरक शिकार भऽ गेला। सुरेशक माएकेँ जतेक प्रसन्नता जेठका बेटाक बिआह करैमे छल ततेक सुरेशक बिआहमे नहि। ओ गोनू झाक बिलाड़ि जकाँ पाकि चुकल छेली।

तँए छोटका बेटाक बिआहक चर्चो नइ करै छेली। आ राधाकेँ कोनो विशेष जिज्ञासो नहियेँ छल।

संयोगवश भवानी प्रसादजी अपन बेटी रोशनीक कथा लऽ कऽ एला। सुरेश पहिनहिसँ ओइ परिवारकेँ जनैत छल। भवानी प्रसादक पुत्र सुरेशक संगी छल। तँए सुरेश भवानी प्रसादक ओइठाम जाइत-अबैत छल। रोशनीक शील-स्वभावसँ सुरेश ततेक ने प्रभावित छल जे एको बेर नाकर-नुकर नहि केलक। कथाक मंजूरी दए देलक।

दुनू परिवार स्वजातीय  छल। अन्तरजातीय विवाहसँ ओ घृणा करैत छल। एमरह राधाकेँ कोनो उत्सुकता आ प्रसन्नता नहि छल। ओ मने-मन सोचैत छल बड़की पुतोहु तँ सभ गुर गोबर कय देलक। आब ई की करत ओ भगवान जानैथ...।

सुरेशक बिआह भेल। बर-कनियाँ घर आएल। राधाक मन टुटल छल तँए ओ परिछनोमे नहि गेल। लाचार भऽ दियादनी सुलेखा बर-कनियाँक परिछण कए घर लौलक। राधा तबियत खरापक बहाना केने छेली। रोशनीकेँ जखन पता लागल जे सासु माँ बीमार छैथ तँ ओ कोहबर घरसँ निकैल सासुक कमरामे गेल आ पहिने राधाक पएर छुबि प्रणाम केलक आ पुछलक-

"माँ, तबियत ठीक अछि की नहि।"

एकाएक नबकी पुतोहुकेँ देख राधा लजा गेली। उठि कऽ बैसैत बजली-

"कनियाँ, माथमे दर्द भऽ रहल अछि।"

रोशनी तुरन्ते भिक्स लए सासुक माथमे लगौलक। आ किछु काल धरि पएरकेँ सेहो दबौलक। आइ बड़ फुर्तीसँ सुलेखा खूब नीक जकाँ भानस-भात कए रोशनीकेँ भोजन परोसि खेबाक लेल दैत बाजल-

"कनियाँ, खाना खा लीअ, कखन खेने हएब कखन नहि।"

रोशनी बजली-

"जखन सासु माँ भोजन करती तेकर बादे हम भोजन करब।"

तैपर सुलेखा बजली-

"माँक तबियत खराप छैन, जखन इच्छा हेतैन खा लेती।"

रोशनी अपन खाना लए खुद सासु माँक कमरामे गेली आ एक कौर भात दालिमे मिला हाथमे लए बजली-

"माँ, छोटकी पुतोहुक हाथसँ एक कौर खाना खाथु।"

कहैत हाथ सासु माँक मुँहमे देलक।

राधाक एक कौर भातसँ सभ दुख दूर भऽ गेल। भोजन करैत कहलक-

"बेटी, जाउ अहूँ भोजन कए लीअ।"

"नहि माँ जाबत अहाँ नहि खाएब ताबत हमहूँ नहि भोजन करब।"

राधा छोटकी पुतोहुक जिद्दकेँ नहि टारि सकल। राधा भरि पेट भोजन केलक। राधाक खाना खेलाक बाद रोशनी जूठ फेरि कोठरीसँ बाहर भेल।

पछाइत सुलेखा आ रोशनी माने दुनू दियादनी संग-संग भोजन केलक। भोजन केला बाद सुलेखा सुतबाक लेल अपना कोठरीमे चल गेल। आ रोशनी एक लोटा पानि लए सासु माँक कोठरीमे जा राखि देलक आ सासु-माँक पएर दबाबए लागल।

राधा जखन बाजल-

"जाउ कनियाँ, अहाँक आइ पहिल दिन अछि, थाकल ठेहियाएल हएब। अराम करू गे।"

तखन रोशनी सासु-माँकेँ बिछौन झारि मशहरी लगा कए अपन कोठरीमे आराम करक लेल चल गेली।

राधा मने-मन रोशनीकेँ आशीर्वाद दऽ रहल छल। आ सोचैत छल। भविष्यमे जे आँगा हुअए मुदा अखन तँ अबैत देरी एतेक खातिरदारी तँ केलक। राधा छोटकी पुतोहुक परिछणमे नइ गेली तेकर आब पश्चाताप हुअ लागल छेलैन। रोशनी साक्षात देवी छैथ जे हमरा घरकेँ स्वर्ग बनौत...। यएह सभ सोचैत-विचारैत राधा कखन सुति रहली से नहि जाइन।

रोशनी आ राधाक बीच जे क्रियाकलाप होइत छल से सुलेखा देखैत रहल। सुलेखा अपन सासु-माँक अदखोइ-बदखोइ रोशनीकेँ सुनाबए लगली। रोशनी सुलेखाक कोनो बातक जवाब नहि दइ छेलखिन।

रोशनीकेँ अपन बिआहक पूर्वहिसँ सुलेखाक किरदानी सुरेशक माध्यमसँ बुझल रहैन। भोरे रोशनी उठि झाड़ू लऽ कऽ घर-आँगनकेँ बाहरए-सोहरए लगली। फरीच नहि भेलाक कारणे जखन सुलेखा अँगना बहारैत देखलक तँ ओकरा पहिने भेलैन जे राधाआन दिनुका जकाँ आँगनमे झाड़ू लगा रहल अछि। मुदा जखन आगाँ बढ़ल तँ रोशनीकेँ बाढ़ैन लगबैत देखलक तँ आश्चर्यचकित होइत बाजल-

"कनियाँ, अहाँ काल्हिये एलौं आ आइये बाढ़ैन पकैड़ लेलौं। कहू तँ अहाँक माए-बाप की कहता। एतेक काज केनाइ कोनो जरूरी छइ!"

रोशनी बजली-

"बहिन, ई तँ हमर अपन काज अछि। हम नइ करब तँ के करत।"

सुलेखा चुपे रहि गेली। राधा भोरे उठि बाधसँ घास आनए गेल छेली। छोटकी पुतोहुक व्यवहारसँ राधा गदगद छेली। तँए राति खूब मनसँ सुतलो छेली।

रोशनी घर-दुआरिकेँ बहारि एकटा टोकरीमे बाहरन-सोहरन उठा रहल

छेली। ताबत राधा घास लऽ कऽ आँगनमे प्रवेश केलैन। आकि रोशनी देखलक, चटे बाढ़ैन छोड़ि सासुक माथपर सँ घासक छिट्टा लऽ घास रखैक जगहपर जा कऽ राखि आएल।

राधा रोशनीकेँ कहए लागल-

"तूँ किएक बढ़नी धेलह। हम अबितौं तँ झाड़ू लगा दितौं।"

ई कहैत रोशनीक हाथसँ बाढ़ैन लेबए लगली। मुदा रोशनी बजली-

"माए, आब अहाँकेँ काज करैक जमाना नइ अछि। अहाँ बैसू, अराम करू आ हम सभ काज करब।"

राधा सुसताए लागल। ताबत रोशनी सासुक लेल एक लोटा पानि आ एकटा दतमैन आनि हाथमे थम्हबैत बजली-

"सासु-माँ, ई दतमैन करौथ हम ताबत जलखै बना दइ छिऐन।"

जलखै तैयार भेल। सुरेशक लेल भोजन आ टिफीन सेहो तैयार केलक। किएक तँ सुरेशकेँ विद्यालय जेबाक छेलैन। आनन्द आ राधा जलखै कऽ अपन-अपन काजमे लागि गेल। एमहर रोशनी अपन जेठ दियादनीकेँ माने सुलेखाकेँ हुनक कोठरीमे जलखै लऽ कऽ पहुँचली।

सुलेखा आ रोशनी संगे जलखै केलैन। आ दुनू अपना-अपना काजमे लागि गेली। रोशनी राधाक आधासँ बेसी काजकेँ सम्हारि लेलैन। सुलेखा रोशनीक व्यवहारसँ आहत होइत रहली आ मने-मन अपनाकेँ अपराधी मानि पश्चातापो करैत रहै छेली। रोशनीक ज्ञान, विद्धुता आ चालि-चलन ओकरा घमण्डकेँ तोड़ि देलक।

राधा आब सकुन महसूस करए लगली। फेर घरमे खुशहाली आबए लागल। एक दिन रोशनी अपन घरक सभ काम-काज निपटा भोजन कए सुतल छेली।

ताबत रोशनी कोठरीमे चौकीपर सुतल राधाक पएर दबा रहल छेली। ओही समय ग्लानिसँ मर्माहत सुलेखा कनैत ओइ कमरामे घुसल आ बाजल-

"माए, ऐ अभागिनकेँ क्षमा कए दीअ। अहाँ हमरा सबहक सुख-सुविधाक लेल एतेक दिन-राति खटैत रहै छी। माए, हमरासँ अहाँकेँ बड़ कष्ट भेल। हम अहंकारी भऽ गेल छेलौं। रोशनी हमरा घरक साक्षात लक्ष्मी छैथ। एतेक पढ़ल-लिखल भऽ कऽ जे हमरा सबहक सेवा करै छैथ ओहीसँ हमरो रोशनीसँ शिक्षा भेटल जे परिवारक सदस्य खास कए सासु-माँ सँ बढ़ि ऐ संसारमे कियो नहि अछि। तँए हमरा सन अभागिनकेँ माफ कए दीअ।"

कनैत सासु-माँकेँ पएर दबाबए लगली। राधा बजली-

"बेटी भोरक हेराएल जँ साँझमे घर आबि जाए तँ ओकरा हेराएल नहि कहल जाइ छइ।"

आनन्द पढ़ल-लिखल युवक, सभ तमाशा देख रहल छल। बाजल-

"माए, सुलेखाकेँ माफ कए दहीन। कुल आ नीक खानदानक बेटी छोटकी कनियाँ  हमरा घरकेँ साक्षात् लक्ष्मी छैथ। मध्यम घरक बेटी एहेन होइत अछि जे बिगरल घरकेँ सुधारि दैत अछि।"

ई कहैत आनन्दोक आँखिसँ नोर झहरए लागल।

-नारायण यादव, पत्नीक नाम : श्रीमती सुमित्रा देवी। जन्म : 14 जनवरी 1956, पिताक नाम : स्व. राजेश्वर यादव। माताक नाम : स्व. महेश्वरी देवी। दादाक नाम : स्व. भोला यादव। नानाक नाम : महान स्वतंत्रता सेनानी स्व. राम लखन सल्हैता। जन्म स्थान : डुमरा, मूल गाम : डुमरा, पो.- डुमरा, भाया : रूद्रपुर, प्रखण्ड :  अन्धराठाढ़ी, जिला- मधुबनी (बिहार) मातृक : नरही, थाना : खुटौना, पेशा : अध्यापन, अवकाश प्राप्त प्रधानाध्यापक, मात्र पेंशनपर आधारित जिनगी। शिक्षा : एम.ए.

(मैथिली), लेखन : कथा, कविता आ आलेख विभिन्न पत्र-पत्रिकामे प्रकाशित।

मोबाइल नं: 9939041116, 9430631993, 8541096004

सद्य: प्रकाशित कृति : खाली घर (कथा संग्रह), प्रकाशित/अप्रकाशित अन्य कृति : (1.) नाती दुसलक नानाकेँ (कविता संग्रह), (2.) बाबा नाम केवलम (कथा संग्रह) , (3.) समझौता (कथा संग्रह), (4.) नवकी पुतोहु (कथा संग्र्रह)

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१२.नारायण यादवक ५ टा कथा- कथा-२ जइपर सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

विदेहक लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर समीक्षा सीरीज

ऐ अंकमे प्रस्तुत अछि नारायण यादवक ५ टा कथा जइपर हमर समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर अछि।- सम्पादक



नारायण यादवक ५ टा कथा

**कथा २**

**साम्प्रादायिक सद्भाव**

कानपुर शहरमे छोट-पैघ बहुतो मोहल्ला अछि। ओइ शहरमे हरेक जाति,धर्म, सम्प्रदायक लोक रहैत अछि। ऐ शहरमे एकटा हिन्दू वाहुल्य मोहल्ला अछि आ एकटा मुस्लिम बाहुल्य।

दुनू मोहल्लाक बीच किछु उग्रवादी, कट्टरपंथी मुल्ला पण्डित नफरतक खाधि खोइध देने अछि। एक-दोसराक खूनक प्यासा हरदम, एक-दोसर बनल रहैत अछि। एक मोहल्लाक लोक दोसर मोहल्लामे नहि जाइत अछि। भय आ आतंकक माहौल हरदम बनल रहै छइ।

हिन्दू मोहल्लामे सुरेश नामक व्यक्तिकेँ एक मात्र पुत्र अछि जेकर नाम अछि प्रकाश कुमार। प्रकाश अति मेघावी छात्र अछि। सुरेश कर्त्तव्यनिष्ठ, इमानदार, निष्पक्ष आ निष्ठावान व्यक्ति अछि मुदा गरीब अछि। गरीब रहितो हिन्दू समाजमे सुरेशक बड़ मान्यता छैन। प्रकाशक व्यवहार आ मेघापर खुश भऽ मोहल्लाक लोक सभ चन्दा दए ओकरा पढ़ेबाक लेल सहयोग करैत छला।

प्रकाश आठमी पास कए नौमीमे नाओं लिखौलैन। ओइ कक्षामे रहमान नामक एकटा लड़का सेहो पढ़ैत छल। रहमानक पिताक नाओं सुलेमान छिऐन। सुलेमान धनी-मनी ओ नेता टाइपक लोक छैथ। मोहल्लावासीक कल्याणक बात सदिखन सोचैत रहै छैथ। रहमान, सुलेमानक एकलौता बेटा अछि। ओ महा उदण्ड तथा ईर्ष्यालु स्वभावक लड़का अछि। पढ़ैमे महा भुसकौल, मुदा फुटवॉल-क्रिकेटमे चैम्पियन अछि। खेलमे ओहन लड़का ओइ परोपट्टामे कोनो दोसर नहि छल।

प्रकाश आ रहमान एक्के वर्गमे पढ़ैत अछि। दुनू दू धाराक लड़का तँए दुनूमे मोहल्लाक वातावरणक अनुसार एक-दोसराक जानी दुश्मन बनल रहैत अछि। रहमान वर्गक उदण्ड लड़का सबहक एक टोली बनौने छल।

प्रकाशसँ ओकरा जलन होइत रहै छइ। गुरुजी आ छात्र लोकैनक बीच रहमानसँ बेसी प्रकाशक मान्यता छेलइ। जइले रहमान प्रकाशसँ ईर्ष्या करैत छल। रहमान प्रकाशकेँ नीचा देखबैले ओकरा मारबाक तैयारीमे लागल छल। ऐ बातक जानकारी प्रकाशकेँ भऽ चुकल छल। प्रकाश मने-मन सोचलक जे बुधिसँ काज लेबाक चाही। प्रकाश भीतरे-भीतर रहमानसँ दोस्ती करैक प्रयासमे लागि गेल।

एक दिन विद्यालयक क्रिया-कलापक निरीक्षण हेतु जिला शिक्षा पदाधिकारीक आगमन भेल। वर्ग शिक्षक अपन-अपन वर्गमे छात्र लोकैनकेँ ऐ सूचनाक जानकारी दए चुकल छल। छात्र लोकैनकेँ ऐ बातक जानकारी सेहो दए देल गेल छल कि सभ किलासमे पदाधिकारी बच्चा सभसँ पृथक-पृथक प्रश्न पुछथिन।

आब रहमान छटपटाए लागल, जेना बिनु पानियेँ माछक दशा होइत अछि। रहमानकेँ तेहने सन हुअ लगलै। पदाधिकारीक प्रश्नक जवाब केना देल जा सकैत अछि। ऐ गुनधुनमे लागल छल रहमानक तखने प्रकाशपर नजैर पड़लै। प्रकाशसँ दुश्मनी छेलै। ओकरा ओ मदद करैले केना कहत।मनमे संकोच भऽ रहल छेलइ।

प्रकाशो ऐ ताकमे छल कि रहमानसँ दोस्ती कोन हिसाबे करी। दोस्ती ऐ लेल जे रहमान धनीक बापक बेटा अछि। रहमानक पिताक दबदबा ऐ परोपट्टामे छल। दोस्ती आ दुश्मनी बराबरीएमे होइत छइ। दुनू एके किलासमे छल। प्रकाश गरीब बापक बेटा छल तँए ओ बुधिसँ काज लेबाक ताकमे छल। आइ रहमानकेँ अधिक चिन्तित देख प्रकाश इशारासँ ओकरा बजौलक।

रहमानो अही ताकमे छल जे प्रकाशसँ मदद केना भेटत। रहमान आ प्रकाश गुप्तगू करए लागल। प्रकाश रहमानकेँ सलाह दैत कहलक-

"अहाँ आइ हमरे बगलमे बैसब। हम सभ प्रश्नक जवाब अपना हाथपर लिख, हाथ अहाँक आगूमे राखि देब। अहाँ देख कए जवाब दए देबइ।"

आब रहमान बड़ खुश छल। खुश ऐ कारणे जे आब हमरा अपमानित नहि हुअ पड़त। आफद-विपैत आ मुसिबत एलापर शत्रुओ मित्र भऽ जाइत अछि।

बाढ़ि एलापर जहिना सभ जीव जन्तु जखन एकटा टिला ऊँचगर स्थानपर शरण लैत अछि तँ राग-द्वेश, दुश्मनी सभटा मित्रतामे बदैल जाइ छै तहिना रहमानकेँ भेलैन।

प्रकाश अपन बुधिक प्रयोग रहमानपर केलक। वर्गमे अगुलका ब्रेंचक पाछूबला ब्रेंचपर बीचमे दुनू गोरे बैसल। दुनूकेँ एकठाम आ एक ब्रेंचपर बैसल देख वर्गक सभ छात्र अचम्भित भऽ गेल। वर्ग शिक्षककेँ सेहो ऐ टटका मित्रतापर आश्चर्य भेलैन, ओ अति हर्षित भऽ गेला। हर्षित ऐ लेल जे रहमान उदण्ड छल।

उदण्ड छात्रक संग डरे आकि मित्रतासँ आरो छात्र सभ साथ देबए लगैत छइ। जखैन-तखैन वर्गमे हल्ला-फसाद करबए-बला छात्र रहमान आइ विद्यालयक शिष्ट, अनुशासित छात्रक मित्र भऽ गेल। ऐसँ खुशी आर की।

निर्धारित समयपर जिला शिक्षा पदाधिकारी नवम वर्गमे प्रवेश केलैन। पहिने निर्लोभी बनि पदाधिकारी विद्यालयक निरीक्षण करैत छला। पूरा दिन विद्यालयमे दऽ एक-एक छात्रक प्रगतिसँ अवगत होइत छला आ विद्यालयक सर्वांगीण विकासक लेल मार्ग निर्देश करैत छला।

शिक्षाक गुणवत्तापर सबहक धियान रहैत छेलैन। शिक्षको कर्त्तव्यनिष्ठ आ परिश्रमी होइत छल। मुदा आजुक दिनमे गुणवत्तापर विशेष भाषण आ काम विपरीत देखना जाइत अछि। छात्र कम आ शिक्षकक भरमार रहितो एको घण्टी किलास नइ चलैत अछि आ ने पदाधिकारीए इमानदार छैथ।

निरीक्षणक क्रममे विद्यालयसँ सेवा शुल्क, गाड़ी तेलक बहाने विद्यालयक प्रधानसँ चुंगी असूल करै छैथ। पदाधिकारी लोकैनक कोनो मूल्य विद्यालयमे नहि रहि गेल अछि।

भ्रष्टाचार सीमा पार कए चुकल अछि। ऊपरसँ नीचा धरि भ्रष्टाचारमे आकण्ठ डुमल अछि। जेना मकानक सीढ़ीक सफाइ नीचाबला पौदानसँ नहि कएल जा सकैत अछि। ऊपरका पौदानसँ साफ कएलासँ पूरा सीढ़ीक सफाइ होएत तहिना भ्रष्टाचारक खात्मा उपरेसँ सम्भव अछि।

रहमान आ प्रकाश दोसर ब्रेंचपर एकेठाम बैसल छला। पदाधिकारी छात्र लोकैन सभसँ प्रश्न पुछए लगला। छात्र लोकैन यथासम्भव जवाब देबए लागल। रहमानक वारी एलइ। पदाधिकारी रहमानसँ प्रश्न पुछलैन-

"शिक्षक के अतिरिक्त नहीं बोलनेवाला गुरु कौन होता है?"

रहमान प्रकाशक बामा हाथपर लिखल जवाब देख बाजल-

"पोथी।"

पदाधिकारी-

"अंग्रेजी के सिंगुलरमे कितने अक्षर होते हैं?"

रहमान किछु सोचैत ओंगरीपर गिनैत प्रकाशक हाथपर देख उत्तर देलक-

"आठ।"

हरेक छात्रसँ तीन प्रश्न पुछबाक छेलै तँए तेसर प्रश्न पदाधिकारी पुछलखिन-

"एक से नअ तक का योगफल कितना होता है?"

रहमान किछु सोचबाक आकृति करैत हाथ मुँहकेँ चमकबैत आगूमे प्रकाशक हाथकेँ देखैत बाजल-

"पैंतालीस।"

जिला शिक्षा पदाधिकारी तीनू प्रश्नक सही जवाब सुनि बजला-

"यह लड़का बहुत जिनीयस है।"

रहमानक प्रशंसा पदाधिकारीक मुहसँ सुनि वर्ग शिक्षक आ वर्गक छात्रसभ आश्चर्य चकित भेला। ताबत प्रकाश जे अपना हथेलीपर जवाब लिखने छल तेकरा खूब नीकसँ मेटा देने छल। ऐ करिश्माकेँ वर्ग शिक्षक आ दुनू छात्रे जानि सकल।

आब प्रकाश आ रहमानमे मित्रता बढ़ए लागल। दुनू एक-दोसरकेँ दिलोजानसँ मानए लागल। वर्ग शिक्षक सेहो बड़ खुश छला। खुशी ऐ लेल छला जे रहमान विद्यालयकेँ तनाव ग्रस्त बनौने रहै छल। आब प्रकाश निर्भिक रूपे पठन-पाठन करए लागल। रहमानकेँ सभ विषयक तैयारी करबए लागल।

रहमानमे हठात् ई परिवर्तन देख रहमानक अब्बा सुलेमान एकर राज

जनबाक प्रयास केलैन। बेटासँ पुछलखिन। रहमान सभटा वृतान्त अब्वाजानकेँ कहि सुनौलक। सुलेमानकेँ प्रकाशक प्रति सिनेह जागल। समय-समयपर सुलेमान प्रकाशकेँ उपहार रहमानक हाथे भेजए लागल।

ऐ बातक जानकारी प्रकाशक पिताजीकेँ सेहो भेलैन। दुनू अविभावककेँ एक-दोसराक पुत्रक प्रति सिनेह-भाव जागल। प्रकाश रहमानकेँ दिशा निर्देश आ रहमान प्रकाशकेँ अपन खेलबला कौशलसँ दक्ष बनेबामे लागल रहैत छल। रहमानक दिन घुमि गेलइ।सभ अवारापनी, बदमाशी छुटि गेलइ। हदीशक एक पाँति छै- 'ला इलाही ईललह मुहम्मदे रसुलल्लाह।'

किछु दिनक बाद रमजानक मास आबि गेल। मुसलमानक बच्चासँ बुढ़ धरि, मर्दसँ जनानी तक अल्लाहक इवादतमे रोजा राखए लागल। रहमान सेहो इस्लाम धर्मक रक्षार्थ रोजा रखैत छल। रमजानक अवधिमे प्रकाश रोजा खोलबाक (इफ्तार पार्टी) हेतु कोनो-कोनो समान रहमानक हेतु घरसँ लाबि दैत छल।

रबि दिन रोजाक बाद ईद पर्व आबि गेल। रहमान, प्रकाशकेँ ईदक खुशीमे दाबत देलक। आब प्रश्न छेलै जे एक टोल-दोसर टोलक जानी दुश्मन बनल रहैत छल। प्रकाश ओइ टोल केना जेता, ऐ तारतम्यमे छल कि एकटा उपाय सुझलैन। प्रकाश पाजामा-कुर्ता पहिर दुपहरमे रहमानक ओतए पहुँचल।

रहमानक माए-बाबूजी प्रकाशकेँ देख बड़ खुश भेल। प्रकाशक खूब आव-भगत भेल। खूब मेवा-मिठाइ खुऔलक। दुनू मित्र संध्या धरि खेलाइत-धुपाइत आ गप-सप्पमे लागल रहल। मुनहारि साँझ भऽ गेल।

प्रकाश घर आबक लेल धड़फड़ाइत सीढ़ीसँ नीचा उतरए लागल, आकि सीढ़ीसँ पएर पिछैर गेलैन। सीढ़ीपर लुढ़कैत निचला पौदानपर गिरल। कपार फुटि गेलैन। बहुत रास खून बहलैन। रहमानक पिता सुलेमान अपन चारिचकिया गाड़ीसँ प्रकाशकेँ डाक्टर लग लऽ गेलैन। क्लिनिकमे ओकरा खूनक आवश्यकता पड़लै। सुलेमानक खूनक जाँच भेल।

प्रकाशक खूनसँ मिलल। आवश्यकतानुसार सुलेमान अपन खून दए प्रकाशक जान बँचौलक आ सभ दवाइ खरीद दवाइयक संग प्रकाशकेँ घर पहुँचौलक।

प्रकाशक पिता सुरेश बड़ खुश भेला। किछु दिनक पश्चात ठीक भेलाक बाद प्रकाश पुन: विद्यालय जाए लागल। प्रकाश आ रहमानक दोस्ती विद्यालयमे पुन: शैक्षणिक माहौलकेँ स्थापित केलक। आब विद्यालयमे प्रकाश आ रहमान पहिल आ दोसर स्थान प्राप्त करए लागल।

किछु दिनक बाद होली पावैन आबि गेल। होलीमे प्रकाश, रहमानकेँ अपना घरपर पावैनमे भोजन करैले नौत देलक। रहमान अपना माए-बाबूसँ बिनु पुछनहि बढ़ियाँ पाजामा-कुर्ता पहिर प्रकाशक घर पहुँचला।

प्रकाशक माए-बाप रहमानकेँ अपनो बेटासँ अधिक मानए लागल। खूब नीक-नीक भोजन करौलक। दुनू खूब आनन्द मनौलक। साँझू पहर किछु ग्रामीणक टोली, होली गबैत जोगिरा गबैत सड़कपर जाइत छल। प्रकाश आ रहमान ओइ मण्डलीक अभिनय देखबाक लेल पहुँचला।

फगुआक गीत गबैत किछु ग्रामीण- 'बुरा न मानो होली है' कहैत प्रकाशकेँ रंगसँ सरावोर कए देलक। किछु शरारती लड़का रहमानकेँ प्रकाशक रिश्तेदार जानि ओकरो रंग देबाक लेल दौगल। रहमान रंगक डरसँ नहि, अपन अब्बाजानक डरसँ रंगसँ बँचबाक लेल एकटा गलीमे पड़ाएल। गलीक अन्तिम छोरपर एकटा इनार छल, इनार बिना घेरल छल। रहमान भागैक क्रममे ओइ इनारमे खसि पड़ल। हल्ला भेल।प्रकाश आ प्रकाशक बाबूजी दौग कऽ एला। प्रकाशक पिताजी इनारमे कड़ी पकैड़ नीचा उतरला। रहमानक कपार फुटि गेल छल। रहमानकेँ सुरेश इनारसँ निकाललक। अपन अंग पोछासँ ओकरा फुटल कपारकेँ बन्हलक आ तुरन्त डाक्टर लग गेल।

रहमानकेँ जाबत डाक्टर लग लऽ जाथि ताबत माथसँ बहुत खून बहि चुकल छल। रहमानक प्राण बँचनाइ मुश्किल भऽ गेल। देहसँ खून निकैल चुकल छल।

डाक्टर इलाजक हेतु खूनक आवश्यकता बतौलक। खूनक जाँच भेल। रहमानक खून प्रकाशक माइक खूनसँ मिलल। प्रकाशक माइक खूनसँ रहमान ठीक भेल। आ आधा रातिक पहरमे सुरेश रहमानकेँ लए ओकरा घरपर पहुँचा सुलेमानकेँ सभटा वृतान्त सुनौलक। सुलेमानक मात्र एक गोट सन्तानक रक्षा सुरेशजी केलैन।

ईद पाविनक दिन सुलेमान सुरेशक बेटाकेँ बँचौने छला। सुलेमानक मनमे उठल- कर भला तँ हो भला...।

तैबीच रहमान मुँहमंगा इनाम सुरेशकेँ देबए चाहलैन। मुदा गरीब रहितो सुरेश एकरा पाप बुझलक।

भिनसरमे सुलेमान दवाइक दोकानसँ रहमानक लेल दवाइ खरीदवाक लेल गेल। सभ दवाइ खरीद अनलक आ रहमानकेँ दवाइ खुएबाक हेतु ओकरा विस्तर लग गेल तँ रहमान भाव-विभोर भऽ बाजल-

"अब्वाजान, प्रकाशक माताक खूनसँ हमर जान बँचि सकैत अछि आ अहाँक खूनसँ प्रकाशक जिनगी आपस आबि सकै छइ। ऐसँ तँ ई साबित भऽ गेल जे हिन्दू-मुसलमानक खूनमे कोनो फर्क नइ अछि। तँ दुनू सम्प्रदायक बीच दुश्मनी किए छै। अब्वाजान, दुनू टोलक बीच साम्प्रादायिक सद्भाव कायम करबाक प्रयास किए ने करै छी।"

रहमानक ई बुद्धिमतापूर्ण बात सुनि सुलेमान अवाक् रहि गेल।

**-**नारायण यादव, पत्नीक नाम : श्रीमती सुमित्रा देवी। जन्म : 14 जनवरी 1956, पिताक नाम : स्व. राजेश्वर यादव। माताक नाम : स्व. महेश्वरी देवी। दादाक नाम : स्व. भोला यादव। नानाक नाम : महान स्वतंत्रता सेनानी स्व. राम लखन सल्हैता। जन्म स्थान : डुमरा, मूल गाम : डुमरा, पो.- डुमरा, भाया : रूद्रपुर, प्रखण्ड : अन्धराठाढ़ी, जिला- मधुबनी (बिहार) मातृक : नरही, थाना : खुटौना, पेशा : अध्यापन, अवकाश प्राप्त प्रधानाध्यापक, मात्र पेंशनपर आधारित जिनगी। शिक्षा : एम.ए.

(मैथिली), लेखन : कथा, कविता आ आलेख विभिन्न पत्र-पत्रिकामे प्रकाशित।

मोबाइल नं: 9939041116, 9430631993, 8541096004

सद्य: प्रकाशित कृति : खाली घर (कथा संग्रह), प्रकाशित/अप्रकाशित अन्य कृति : (1.) नाती दुसलक नानाकेँ (कविता संग्रह), (2.) बाबा नाम केवलम (कथा संग्रह) , (3.) समझौता (कथा संग्रह), (4.) नवकी पुतोहु (कथा संग्रह)

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१३.नारायण यादवक ५ टा कथा- कथा-३ जइपर सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

विदेहक लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर समीक्षा सीरीज

ऐ अंकमे प्रस्तुत अछि नारायण यादवक ५ टा कथा जइपर हमर समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर अछि।- सम्पादक



नारायण यादवक ५ टा कथा

**कथा ३**

## कन्याँक जिनगी

बी.ए.क छात्र छेलौं। गरमीक छुट्टी छल। मन बहलबै-ले अपन जेठ बहिनक गाम गेल रही। पाँच भाए-बहिनमे सभसँ जेठ बहिन, माए-बाबूक बड़ दुलारू छेली। बड़ धूम-धामसँ नामी-गामी परिवारमे बिआहो भेल छेलैन। बहिनक जेठ ससुरकेँ एकटा बेटी छेलइ। ओकर नाओं कुसुम छल। नामे सन सुन्नैर सेहो छेली कुसुम। ओ मैट्रिक प्रथम श्रेणीसँ पास भऽ इन्टरमे पढ़ैत छेली। सोलह बर्खक ओ मैथिल ललना, जेकर सुन्दरता विद्यापतिक कवि कल्पना कामिनी आ इन्द्र भगवानक उर्वसीसँ उपमा प्राप्त करएवाली आ हम 20-22 बर्खक कौलेजक छात्र। जखन दीदीक गाम पहुँचलौं तँ ओ सुन्दर हाथमे लोटा लए हाथ-पएर धोबाक लेल पानि अनलक। हम हाथ-पएर की धोअब, ओइ सुन्दरीक मुख-मण्डलकेँ एकटक निहारैत रहलौं। दीदी हमर भावनासँ अवगत होइत बजली-

"बौआ, ई हमर ननैद छैथ। ई अहीं जोकरक कनियाँ छैथ। हम एकर बिआह अहींसँ करा देब। जँ इच्छा हुअए तँ।"

ई बात सुनिते हम भाव-विभोर भऽ गेलौं। मनमे नाना प्रकारक उद्वेग जागए लागल। ओ सुन्दरी हमरा संग मजाक करैत बजली-

"की हम एहने बरसँ बिआह करब।"

मजाकमे तँ ओ जे बजबाक छेलै से बाजि गेल मुदा कुसुमक हृदयमे हमर स्थान प्रियतमक रूपमे बास करए लागल। जहिना हमरा लेल ओ अनमोल रत्न स्वरुपा छेली तहिना हुनका लेल हमहूँ। ओहो हमरा आगत-भागतमे लागि गेली। दुनूक एक-दोसराक प्रति आकर्षण स्वभाविके छल।

ओ आइ हमरा स्वागतक लेल अपनेसँ छप्पन प्रकारक व्यंजन बनौलक। दीदी दोसर काजमे बाझल छेली। कुसुम झट-दे हमरा भोजन करेबाक तैयारीमे जुटि गेली। घरमे पीढ़ी दए भोजनक जोगार करए लगली। हाथमे पानि लए हमरा लग ठाढ़ भऽ बजली-

"पाहुन, भोजन करए चलू।"

हमहूँ भूखल छेलौं। भोजनक प्रत्यासामे छेलौं। आ मनमे कुसुमक सन्हियाइक जिज्ञासाक तलास करिते छेलौं। भोजन करैले उठलौं। पीढ़ीपर आबि बैसलौं।

कुसुम थारीमे भोजन साँठि हमरा आगूमे देलक आ एकटा बिऐन लऽ बगलमे बैस पंखा डोलबए लगली। हम प्रेमसँ भोजन करए लगलौं। पंखा डोलबैत कुसुम बजली-

"की पाहुन, तीमन-तरकारी खेबाक योग बनल अछि किने?"

"खेबाक योग किएक ने रहत, कारण बनौलक के अछि। आइ धरि एतेक सुस्वादु भोजन नहि केने छेलौं।"

अपन प्रशंसाक शब्द सुनि कुसुमक साहस बढ़लै आ हमरासँ पुछलक-

"छुट्टी केतेक दिन आर अछि जे जाइक लेल अखनेसँ व्यग्र छी। की एतए मन नइ लगैत अछि?"

हम तुरत जवाब देलौं-

"एतए मन नहि लागत तँ केतए लागत, कौलेजक होस्टलमे। जेतए भातमे आंकर आ दालिमे निच्छक पानि रहै छइ।"

हम खाइतो छेलौं आ बतियाइतो छेलौं। ओही क्रममे एकटा सजमैनक बीआ हाथमे आबि गेल। हम मजाक करैत बजलौं-

"हे कोइली हे कोइली, हमर बियाह केतए।"

तँ बीओ कुसुमक देहपर चलि गेल। ई प्रक्रिया तीन बेर केलौं। तीनू बेर बीआ कुसुमेक तरफ गेल। हम बजलौं-

"कुसुम,कोयली तँ अपन निर्णय सुना देलक।"

ई सुनिते कुसुम लजा गेली। कुसुमो मजाकेमे बजली-

"हम एहने दुलहासँ वियाह करब!"

ओना, ओकरा मनमे होइत रहै जे कखन हम ऐ दुलहाकेँ अपन भतार बना ली। हमरो मनमे होइत छल जँ लोक आ गारजियनक सहमति होइत तँ हम कुसुमकेँ अपन अर्द्धांगिनी बना ली। एहने स्थितिमे प्रेमी आ प्रेमिका घरसँ फरार भऽ जाइत अछि। आ प्रेम बिआह कऽ लैत अछि।

दीदीक गाममे मन लागए लागल। कुसुमक प्रेम हमरा प्रति आ हमर प्रेम कुसुमक प्रति दिनानुदिन बढ़ए लागल। दुनू खूब बतियाइत रही। आ खूब खेलाइत रही। खूब मन लगैत रहए। केना कौलेज खुजैक दिन लग आबि गेल से नहि जानि पेलौं। एक दिनक वास्ते आएल छेलौं आ दस दिन बित गेल।

हम कौलेज अबैक तैयारीमे लागि गेलौं। कुसुम खिन्न मने हमरा तैयारीमे सहयोग करए लगली।हम दीदीक गामसँ विदा भेलौं। कुसुमकेँ हमरासँ विछुड़बाक बड़ कष्ट भऽ रहल छेलै, ओ छटपटाए लगली। आइ ओ बड़ उदास बुझना जाइत छेली। विदा होइत काल एकटा टिफिन-कैरियर हमरा हाथमे दैत ढबढबाएल आँखिये बजली-

"ई बटखर्चा छी। एकरा राखि लिअ। बाटमे भूख लागत तँ खा लेब। आ पाहुन अहिना अबैत जाइत रहब।"

कौलेज आबि गेलौं। बहुत दिन बित गेल। कुसुमक धियान मनसँ हटि गेल।

ओमहर कुसुमक पिताजीक देहान्त भऽ गेल। दीदी सेहो बहनोइक संगे दिल्ली चलि गेली। कुसुमक माइक हालत दयनीय भऽ गेल। बहुत रास जमीन-जत्था कुसुमक पिताक इलाजमे बिका गेल। कुसुमक बिआह दहेजक कारणे योग्य बरसँ नइ भऽ सकल। कुसुमक दुलहा महा शराबी आ जुआरी निकलल। जतेक जे कुसुमक गहना-गुड़िया आ जमीन-जत्था छल, सभटा बेच कऽ पीब गेल। अन्तमे कुसुमक भाग्य फुटि गेल आ खतरनाक बेमारीसँ घरबलाक मौत भऽ गेलइ।

वेचारी कुसुम अनाथ भऽ गेली। सासुरक नौजवान लड़का सबहक कुदृष्टि कुसुमपर पड़ए लगलै। कएक बेर ओकरा पटयबाक वास्ते परियासो भेल छल। ओ अपनाकेँ अनाथ बुझि सासुर छोड़ि नैहरमे आबि रहए लगली।

हमहूँ पढ़ि-लिख कऽ नोकरी करए लगलौं। बिआह-शादी भेल। बाल-बच्चा सेहो भेल। किछु दिनक बाद दीदीक गामसँ एकटा निमंत्रण-पत्र आएल, जइमे हमर भागिनक विआहक उल्लेख कएल गेल छल।

भागिनक विआहमे भाग लेबाक लेल दीदीक गाम एलौं। एतए एलाक बाद कुसुम मन पड़ि गेल। कुसुमक खोज केलौं। एकटा विधवा सन मौगीसँ भेट भेल। हुनकासँ कुसुमक हाल-चाल पुछैत कहलयैन-

"हमरा कुसुमसँ मिला दीअ।"

ओ कानए लगली आ बजली-

"पाहुन, हमहीं कुसुम छी।"

हम अवाक् भऽ गेलौं। बड़ कष्ट भेल कुसुमक दुर्दशा देख कऽ। सोचमे पड़ि गेलौं- एतेक दिनमे ई परिवर्त्तन भऽ गेल! कन्याँक जिनगी केहेन होइत अछि..!

**-**नारायण यादव, पत्नीक नाम : श्रीमती सुमित्रा देवी। जन्म : 14 जनवरी 1956, पिताक नाम : स्व. राजेश्वर यादव। माताक नाम : स्व. महेश्वरी देवी। दादाक नाम : स्व. भोला यादव। नानाक नाम : महान स्वतंत्रता सेनानी स्व. राम लखन सल्हैता। जन्म स्थान : डुमरा, मूल गाम : डुमरा, पो.- डुमरा, भाया : रूद्रपुर, प्रखण्ड : अन्धराठाढ़ी, जिला- मधुबनी (बिहार) मातृक : नरही, थाना : खुटौना, पेशा : अध्यापन, अवकाश प्राप्त प्रधानाध्यापक, मात्र पेंशनपर आधारित जिनगी। शिक्षा : एम.ए. (मैथिली), लेखन : कथा, कविता आ आलेख विभिन्न पत्र-पत्रिकामे प्रकाशित।

मोबाइल नं: 9939041116, 9430631993, 8541096004

सद्य: प्रकाशित कृति : खाली घर (कथा संग्रह), प्रकाशित/अप्रकाशित अन्य कृति : (1.) नाती दुसलक नानाकेँ (कविता संग्रह), (2.) बाबा नाम केवलम (कथा संग्रह) , (3.) समझौता (कथा संग्रह), (4.) नवकी पुतोहु (कथा संग्रह)

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१४.नारायण यादवक ५ टा कथा- कथा-४ जइपर सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

विदेहक लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर समीक्षा सीरीज

ऐ अंकमे प्रस्तुत अछि नारायण यादवक ५ टा कथा जइपर हमर समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर अछि।- सम्पादक



नारायण यादवक ५ टा कथा

**कथा ४**

## हृदय परिवर्तन

गिरधारी बाबू एक बहुमुखी प्रतिभाक धनी, मिलनसार, कर्त्तव्यनिष्ठ सरकारी विद्यालयक प्रधानाचार्य छलाह। सेवाकालक दरम्यान ओ बहुतोकेँ उपकार कयने छलाह। कोनो असम्भवसँ असम्भव काम आसानीसँ करा दैत छलाह। विद्यालयक हरेक गति-विधिपर हिनक ध्यान रहैत छलैन्ह। छात्रसँ लय शिक्षक धरि सभ कियो हिनकासँ खुश रहैत छल। हिनक व्यक्तित्व आ कृतित्वसँ विद्यालयक आसो-पासक लोक सभ खुश रहैत छल। छात्र आ अभिभावकेँ जे कोनो विद्यालयक कार्य रहैत छल ओ अपन काम बुझि तुरंत करा दैत छलाह।

इलाका भरिमे हिनक यश फैलल छल। हिनक अवकाश प्राप्तिक उपरान्त विदाइ समारोहमे इलाका भरिक लोक आयल छलाह। प्रभारी पैघ आयोजन कयने छलाह। सेवा निवृतिक लाभ हेतु जिला पदाधिकारी कार्यलयक चक्कर लगबय लगलाह। बहुतो दिनक बाद जिला कार्यलयसँ हिनक कागजात महालेखाकार कार्यालय पहुँचल।

आब गिरधारी बाबू पटनाक चक्कर लगवय लगलाह। बड़ कठिनसँ पैंशन चालू भेलैन्ह। घर-परिवार नीक जकाँ चलय लगलैन्ह। दूटा बेटा आ दूटा बेटीक शादी-बियाह सेहो नीक परिवारमे भेल छल। सभ तरहेँ ठीक ठाक छल। किछु दिनक पश्चात ओ स्वर्गवासी भय गेलाह। पत्नी जीबित छलथिन्ह। बेटाक संग अपन गाँवमे रहैत छलीह। गिरधारी बाबूक देहांतक पश्चात सरकारी नियमानुसार हिनका पत्नीकेँ पेंशन भेटक चाही। ताहि हेतु किछु आवश्यक फार्मपर हिनका पत्नीकेँ हस्ताक्षर करऽ पड़ितन्हि। एहि लेल दुनू मायपूत महालेखाकार कार्यलय पटना जयबाक हेतु विचार करय लगलाह।

आई धरि ने बेटा आ ने माय पटना गेल छल। कोनो शहरो सेहो नहि गेल छल। शहरक चहल-पहल विचित्र छल। माय बेटा सोचमे पड़ि गेल। कोना पटना जायव। पेंशनक आब ओ व्यवस्था नहि अछि। आब तँ सभ कार्य बैंकक माध्यमसँ भय जाइत अछि। बेटाक स्वभाव एहेन छल जे हरेक बातपर मायकेँ डँटैत रहैत छल। हर हमेशा मायसँ नाराजे रहैत छल।

जखन पेंशन हेतु पटना जयबाक लेल बेटाकेँ कहलैन तँ बेटा झुझलाइत मायकेँ डाँटय लगलाह। बेटा मायकेँ माय नहि बुझैत छल। हर हमेशा गारि-फजहैत सेहो करैत छल। माय बेटाक द्वारा देल कष्टकेँ सहन करैत रहलीह। माय बेटाक हर हमेशा खातीरदारीमे लागल रहैत छलीह। बेटा मायक महत्व नहि बुझि रहल छल। बेटा उदास रहय ओ मायकेँ नीक नहि लगैत अछि।

मायक नजरिमे जबानो बेटा बच्चे रहैत अछि। माय संसारमे सभसँ दुर्लभ बस्तु थिक। जकर तुलना संसारमे कोनो बस्तुसँ नहि कयल जा सकैत अछि। तेँ गिरधारी बाबूक पत्नी अपना बेटाकेँ नासमझ जानि ओकर सभ

गलतीकेँ बिसैर जाइत छलीह। माय बजलीह-

"बेटा, पेंशने घर चलयबाक हेतु सहारा अछि। जँ एकरा चालू नहि करायव तँ गुजर कोना चलत। पटना तँ जेबाके छह।"

बेटाकेँ पटना जयवामे परेशानी बुझना जाइत छलैन्ह। मायक बात सुनि बेटा कर्कस स्वरमे बाजल-

"ओ कोनो गाम-घर छिऐ जे ककरो ओहिठाम रहि जाउ। ओ तँ शहर छैक। शहरक लोककेँ कामसँ फुर्सत कहाँ रहैत छैक। शहरमे एक दोसरासँ ककरो मतलवे नहि रहैत छैक। शहरमे कियो मरि जाय कियो जी जाय, एतय सभ तेहले छैक। बहुत पढ़लो लिखलो लोक सभटा निठल्ले छैक। एक दोसराकेँ ठकै-फुसियवैमे लागल रहैत छैक।"

माय बजलीह-

"बेटा, ओतय धर्मशाला तँ छैक। होटल तँ छैक। ओतहि रहि जायव।"

मायक बात सुनि बेटा मायकेँ डँटैत कहलक-

"तू चुप रह। अनेरे दिमाग नहि खराव कर।"

माय चुप भऽ गेल। किछु सोचैत बाजलि-

"कोनहुना पुछैत-पाछैत पटना ए.जी. ऑफिस चलिये जायब।"

दोसर दिन गिरधारी बाबूक बेटा पटना जयबाक हेतु इन्टरसीटी ट्रेनक टिकट कटा अनलक तँ मायकेँ कहलक जे माय, टिकट भऽ गेल। माय बाजलि- बेटा, बटखर्चा किछु बना लीअ। बेटा फेर झुझलाकय बाजल ओतहि कोनो होटलमे खा-पीव लेब। माय फेर असथिर मनसँ प्रेमसँ बाजलि-

"बेटा, ओतय भोजन असिया-बसिया भेटत आ पैसा सेहो अधिक लागत।"

मायक बात सुनितहि बेटा जोरसँ बाजल-

"जो जे मन होइ छौ से कर।"

माय बटखर्चाक बास्ते पूरी, तरकारी, पेड़ा बनौलक। ऊपरसँ कनेक नून, हरियरका मीरचाई आ अचार सेहो एकटा झोरामे लय लेलक।

सुबह 6 बजे जयनगरसँ इन्टर सीटी ट्रेन जे डेढ़ बजे पटना पहुँचै छैक से ट्रेन पकरलक। रेल गाड़ी मधुबनीसँ साढ़े छह बजे खुजल। माय बेटा ट्रेनमे चढ़ल। एहि इन्टर सीटीमे भीड़-भार कम रहैत छैक तँ दुनू माय बेटा मन पसन्द सीट खोजि कऽ वैसल। खिड़की लगक सीट बढ़िया बुझेलैक तँए दूनू आमने-सामने बैसल। गाड़ी द्रूत गतिसँ चलय लागल।

गाड़ीक बाहरक वाताबरण, प्रकृतिक सौन्दर्यताकेँ निहारए लागल। आई धरि माय बेटा एहेन दृश्य नहि देखने छल। इन्टर सीटी समस्तीपुर पहुँचल। इंजन आगूसँ काटि पाछामे जोड़ल गेल। मुजफ्फरपुर होइत डेढ़ बजे पटना पहुँचल। पटना स्टेशनसँ उतरि स्टेशनसँ बाहर आयल। दूनू माय बेटा महावीर मन्दिर पहुँचल। पैर-हाथ धोय बजरंग वलीक पूजा कयलैन्ह। प्रसाद चढ़ौलैन्ह। फेर दूनू माय बेटा सड़कपर आयल।

एकटा वटोही बाट धयने जा रहल छल। बेटा-बटोहीकेँ टोकलक-

"हमरा महा लेखाकार कार्यालय जयबाक अछि से कोना जायब रास्ता बता दीअ।"

बटोही बाजल-

"एहिठामसँ टेम्पू पकड़ि लीअ आ ओ टेम्पू आर. ब्लॉक चौराहासँ आगा मोड़पर उतारि देत आ अहाँ ओहिठामसँ दहिना बगलमे महा लेखाकार कार्यालय चलि जायव।"

दुनू गोटे टेम्पूपर चढ़ल आ किछुए देरमे महा लेखाकार ऑफिस पहुँचि गेल। ककरोसँ पूछि अन्दर जाय लागल। गेटपर बैसल सिपाही टोकलक-

"कहाँ जा रहे हैं? पहले परमिशन ले लें तव अन्दर जाऐंगे।"

बेटा दक्षिणवरिया रूममे गेल आ अपन सभ कागजात परमिशन देनिहार कर्मचारीकेँ देखा देलक।

कर्मचारी पेंशनबला कागज देखि एकटा परमिशनबला पूर्जा थमा देलनि। ओ पूर्जा लय सिपाही लग गेल। सिपाही पूर्जा देखि अन्दर जाइक लेल आदेश देलक। ताबत कर्मचारी लोकनिक टिफिन समाप्त भऽ गेल छल। कैंनटीन खाली भऽ गेल छल। दुनू माय-पूतकेँ भूख बेसी लागि गेल छल। दुनू कैटिंगमे गेल। एकटा रूम खाली छल, कुर्सी, टेबुल सेहो लागल छलैक। ओतय पानि पीबाक नल सेहो लागल छल। दुनू माय-पूत ओहि कोठरीमे जा कय कुर्सीपर बैसि टेवुलपर झोलासँ पूरी सब्जी निकालि दू ठाम अखवार पर परोसा लगाइये रहल छल आकि दूटा सज्जन व्यक्ति ओहि कमरामे प्रवेश कयलैन्ह।

पहिने तँ दुनू माय-पूतकेँ डर भेलैन्ह। ओ दुनू सज्जन माय बेटाक मनोदशाकेँ भाँपि ओहिमे सँ एक सज्जन बजलाह-

"मायजी, पेंशनबला फारमपर साइन करक लेल आयल छी?"

मायजी बजलीह-

"हँ बेटा।"

फेर दोसर सज्जन बजलाह-

"माईजी घरसँ बटखर्चामे की सभ बना कऽ लौने छी। बहुत नसीवबलाकेँ मायक हाथक भोजन भेटैत अछि।"

ई बात सुनैत माय बजलीह-

"बौआ, जखन हमरा अहाँ माय कहलहुँ तखन हमरा हाथक बनौल पूरी, सब्जी, पेरा जरूर खा लीअ।"

मायजी ओहो दुनू आदमीकेँ पूरी, सब्जी, पेड़ा पेपरपर परोसि आगाँ बढ़ा देलक।

दुनू सज्जन नलपर सँ हाथ धोइ, खाय लागल। खयलाक बाद भोजनक प्रसंशा करैत बाजल-

"मायजी, मजा आबि गेल। एतेक स्वादिष्ट भोजन जीवनमे पहिल बेर खयलहुँ।"

सज्जन बजलाह-

"मायजी, अहाँक बेटा बड़ भाग्यशाली अछि जे अहाँ सन माय ओकरा भेटलैक। आई हमरो अपन मायक स्मरण आबि गेल।"

आ ओहि सज्जनक आँखिसँ नोर टपकय लागल।

दूनू सज्जनक बात सुनि गिरधारी बाबूक बेटा जे हर हमेशा अपन मायपर तमसाइले रहैत छल। मनहि मन सोचय लागल जे ई दुनू सज्जन जे अनजान छथि, ओ हमरा मायकेँ एतेक सम्मान देलक आ हम समीपमे रहितहुँ मायक ममताकेँ नहि बुझि सकलहुँ।

बेटाक मन ग्लानिसँ भरि गेल। ओ मनहि-मन पश्चाताप करय लगलाह। ओहि सज्जनमे सँ एक सज्जन बजलाह-

"माँजी कनेक काल ठहरू। हम तुरंत ऑफिससँ आबि रहल छी। अहाँक काज करा देब। कोनो कष्ट नहि होमय देब।"

ओ सज्जन कनेकालक बाद एकटा फारम हाथमे नेने माय लग अयलाह आ बजलाह-

"माय अहाँ लग जे कागज अछि ओ लाऊ।"

ओहि फारमकेँ पेंशनबला कागजसँ सभ मिलान कऽ सभ फारममे देल व्यौराकेँ भरलक। कागज हाथमे लय मायकेँ संग कय ऑफिस पहुँचल।

मायसँ ऑफिसरक सामनेमे हस्ताक्षर करा कागज (फार्म) जमा कय देलथिन्ह। दस मिनटमे सभ काज करा माय सहित ओ सज्जन बाहर अयलाह। बेटाक लेल ई काम बड़ कठिन बुझना जाइत छल। माय आ बेटा बड़ खुश छल। माय ओहि दुनू सज्जनकेँ हृदयसँ आशीर्वाद देलैन्ह। बेटा सोचय लागल जे मायक नूनमे एतेक शक्ति छैक जे चुटकीमे हमर काज भऽ गेल। माय ओहि दुनू सज्जनकेँ आशीर्वाद दैत बजलीह-

"बेटा, अहाँ लोकनिक उपकारकेँ हम जीवन भरि नहि भूइल सकै छी।"

एहिपर दुनू सज्जन बाजल- "माय, हम अहाँक नमक जे खयलहुँ। हम सभ अहाँक बेटा समान छी।"

ई बात सुनैत बेटाकेँ शर्मसँ माथ झूकि गेलैक। बेटाकेँ ई एहसास भेलैक जे माय ओकरा जन्म देलक, पोसलक, पाललक आ हाथ पकड़ि चलेनाइ सिखौलक। अपन दूध पिआ हमरा एतेकटा बनौलक। आ हम ओहि मायकेँ तिरस्कार करैत छलहुँ। हमरासँ बढ़ि एहि संसारमे कियो पापी नहि अछि। ओ दुनू सज्जन मायसँ विदा लैत अपन काजपर चलि गेल।

ओ दुनू सज्जन गिरधारी बाबूक नामपर मायक सभ काम करा देलक। कियैक तँ ओ दुनू सज्जन गिरधारी बाबूक शिष्य छल। ओ सज्जन लोकनि गिरधारी बाबूक पत्नीकेँ चिन्हैत छल। मुदा अपन परिचय नहि देलक।

आब गिरधारी बाबूक बेटा जे मायकेँ हमेशा तिरस्कृत करैत छल तेकर हृदय परिवर्तन भय गेलैन्ह। आ मनहि-मन शपथ खयलैन्ह जे मायकेँ जीवन भरि सेवा करब। मायक पैरपर खसि पड़लाह आ हबो ढकार भय कानय लगलाह। बजलाह-

"माय, हमरासँ बड़ पैघ गलती भेल। हमरा जे दण्ड देबाक छौ से दय दे।"

माय बेटाकेँ हाथ पकड़ि उठौलक आ कलेजासँ लगा लेलक। बेटाक हृदय परिवर्तन भय गेल।

**-**नारायण यादव, पत्नीक नाम : श्रीमती सुमित्रा देवी। जन्म : 14 जनवरी 1956, पिताक नाम : स्व. राजेश्वर यादव। माताक नाम : स्व. महेश्वरी देवी। दादाक नाम : स्व. भोला यादव। नानाक नाम : महान स्वतंत्रता सेनानी स्व. राम लखन सल्हैता। जन्म स्थान : डुमरा, मूल गाम : डुमरा, पो.- डुमरा, भाया : रूद्रपुर, प्रखण्ड : अन्धराठाढ़ी, जिला- मधुबनी (बिहार) मातृक : नरही, थाना : खुटौना, पेशा : अध्यापन, अवकाश प्राप्त प्रधानाध्यापक, मात्र पेंशनपर आधारित जिनगी। शिक्षा : एम.ए. (मैथिली), लेखन : कथा, कविता आ आलेख विभिन्न पत्र-पत्रिकामे प्रकाशित।

मोबाइल नं: 9939041116, 9430631993, 8541096004

सद्य: प्रकाशित कृति : खाली घर (कथा संग्रह), प्रकाशित/अप्रकाशित अन्य कृति : (1.) नाती दुसलक नानार्कें (कविता संग्रह), (2.) बाबा नाम केवलम (कथा संग्रह) , (3.) समझौता (कथा संग्रह), (4.) नवकी पुतोहु (कथा संग्रह)

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१५.नारायण यादवक ५ टा कथा- कथा ५ जइपर सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

विदेहक लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर समीक्षा सीरीज

ऐ अंकमे प्रस्तुत अछि नारायण यादवक ५ टा कथा जइपर हमर समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर अछि।- सम्पादक



नारायण यादवक ५ टा कथा

**कथा ५**

**गामक एकता**

माला एक सप्ताह पहिने अपन सासुर आलापुरसँ नैहर मझारी आयल छलीह। कियैक तँ ओकरा बच्चा होनिहारी छैक। सातम मास बित आठम चढ़ल छैक। बेटीक लेल माइये सभसँ अधिक आत्मीय होइत अछि। प्रसब बेदना माईक मुँहे देखलासँ कम भय जाइत अछि। प्राय: देखल गेल अछि जे संतानोत्पतिक समयमे नैहरे नीक होइत छैक।

रामधनी काका हकासल पियासल, दौगल दौगल घर अयलाह आ हँफसियैत अपन पत्नीसँ कहलैन्ह-

"आई अखन मालाकेँ सासुर आलापुर भेज दियौक। कियैक तँ बड़ जोर बाढ़ि आबि रहल छैक। अपना सभक घर कोसीक कछेर पर अछि। गामक चारू कात रिंग बान्ध अछि। ओ रिंग बान्ध पर पानि लापलप कय रहल अछि। कखनो रिंग बान्धकेँ तोड़र अपना गामकेँ दहा देत। तेँ मालाकेँ सासुर भेज दियौक। कमसँ कम ओतय तँ ओकर जान बाँचि जेतैक। नदीक पानि बढ़ि रहल अछि। जेमहर ताकू ओमहर पानिये-पानि देखा रहल अछि।"

एहि इलाकामे सभ साल बाढ़ि अबैत अछि। बाढ़ि की औतैक, आफद् विपत आ मुसिवत आबि जाइत अछि। कोशीकन्हा लोकक जीवन बरसात भरि बड़ कष्टप्रद भय जाइत अछि। जान माल सदिखन खतरेमे रहैत अछि। कोशीकन्हामे खेतीये सभक जीवनक सहारा अछि। सालमे तीनटा फसल नीक जकाँ उपजैत अछि। गेहुँ, मकई, धान आ एकर अतिरिक्त सरसों, तोड़ी, राई, धनियाँ, प्याज, लहसून, तीसी आओर अजमाइनक खेतीसँ ओतुका लोक सभ समृद्ध रहैत छथि। नकदी फसलक महत्व किछु आओर छैक। केवल बरसातमे किछु कष्ट सहय पड़ैत छन्हि। खेतीक प्रधानता एतय मुख्य अछि। कहबी छैक उत्तम खेती, मध्यम वाण, निषिद चाकरी भीख निदान। ई बाढ़ि खेतीकेँ चौपट कय देलक अछि।

माला एक सप्ताह पहिनहि अपन सासुरसँ एतय आयल छलीह। ओकरा बच्चा होनिहारी छैक। सातम बित आठम चढ़ल छैक। बेटीक लेल माय सभसँ प्रिय आ आत्मीय लोक होइत अछि। प्रसव वेदना माइक मुँह देखलासँ कम भय जाइत अछि। प्राय: देखल जाइत अछि जे बेटीक संतानोत्पतिक समय नैहरे नीक होइत छैक।

माई जतेक यतनसँ देख भाल बेटीकेँ करैत अछि ओतेक सासु नहि। माय आ सासुमे बड़ अन्तर छैक। मायक ममता जतेक बेटी पर रहैत छैक ओतेक ममता सासुकेँ नहि रहैत छैक। कतौ-कतौ ओहो देखल गेलैक अछि जे सासु अपनो मायसँ पुतोहुकेँ प्रसवक समय बेसी देख-रेख करैत अछि।

एहेन कमे सासु अछि। अधिकत्तर सासुकेँ पुतोहुक प्रति भावना खराव रहैत अछि। तेँ मालाकेँ ओकर माय अपना ओहिठाम बजा लेलकन्हि। संगमे दू सालक एकटा बेटा सेहो छल। मालाक मायकेँ पता नहि छल जे एहेन भीषण बाढ़ि औतैक। नहि तँ बेटीकेँ नहि अनितथि। गर्भवती रहलाक कारणे मालाकेँ लौने छल। जे नैहरमे रहत। एतय अस्पतालमे भर्ती करा देबैक।

मुदा हाय रे देबक चक्र जे बाढ़िमे घरसँ निकलब कठीन भय गेल। माय गुमसुम बैसि सोचि रहल छलीह, जे आब की करक चाही? मालाकेँ सासुर भेज दियैक की नहि। एहि तारतम्यमे पड़ल छलीह। सासुर भेजनाइक अर्थ भेल अपन मानहानि। बेटीकेँ सभ दिन सासु दियादनीक उपराग सुनय पड़तैन। सासु दियादनी ई कहितथि जे देखलियौ तोरा माय-बापकेँ जे बिना विदागरी करौनहि सासुर भेज देलकौ। किछुओ दिन नहि राखि सकलहुँ।

माय ई सोचि दृढ़ निश्चय कयलक जे अपने मरब तँ मरब मुदा बेटीकेँ सासुर नहि भेजब। ईहो सोचय लगलीह जे हरेक साल बाढ़ि अबैत अछि। सरकार आ प्रशासन बाढ़िक नाम पर लूट-खसोट करैत अछि। बाढ़ि नहि आओत ओकर स्थायी समाधान नहि करैत छथि। बाढ़िक जँ स्थायी समाधान भय जायत तँ आइ ई दिन देखबामे नहि अबैत।

मालाक बाबूजी फेर ओकरा मायकेँ टोकलक-

"जँ बाढ़ि चलियो जायत तँ पानिकेँ घटैमे एक दू मास लागि जायत। तँ मालाकेँ आइये सासुर भेज दियौक। दू-चारि दिनक झंझट नहि अछि। ई कैक दिनक संकट अछि।"

मुदा मालाक मायक मन नहि मानैत छल जे हम मालाकेँ सासुर भेज दी। ओ सोचैत छलीह जे अपने भुखले रहब तँ रहब मुदा बेटीकेँ कोनो कष्ट नहि होमय देबैक। बिना विदागरी करौनहि कोना सासुर जाय देबैक। जीबन भरि हमरा बेटीकेँ लोक उलहन उपराग देत।

मालाक माय अड़ल रहलीह। ओ मालाकेँ किन्नहुँ नहि सासुर भेजबाक पक्षमे छलीह। मालाक माय आ बाबूजीमे बतंगर होमय लागल। मालाक माय अड़ल रहलीह। इज्जत प्रतिष्ठाक सवाल अछि। हम कोना बेटीकेँ सासुर भेजब। दुनू प्राणीमे जोर-जोरसँ बात होमय लगलैक। आस-पासक परोसिया लोकनि जमा भय गेल। सभ दुनूक बात बुझलक।

समाजक लोको सभ मालाक मायक पक्षमे बोट देलक। किछु कालक बाद पूरा गामक स्त्री-पुरुष जमा भऽ गेल। सभक विचार भेल जे सभ कियो मिलि रिंग बान्धपर सँ जे पानि गाममे आबक लेल झिरझिराइत छल तकरा रोकबाक उपाय करक चाही। सभ कियो मिलि खलिया सिमेंटक बोरामे माँटि भरि बान्ध पर जमा करय लागल। पानि जे बान्ध पर होइत गाममे अबैत छल से बन्द भय गेल। भरि राति पूरा गौंआँ जागल रहि गेल। बोरा-पर-बोरा देमय लागल रिंग बान्धकेँ ततेक ने मजगूत कयलक जे ने बान्ध टुटल आ ने एको रत्ती पानि गामयमे आयल। गौंआँ-घरूआ आ समाजक कठिन मेहनतसँ गाममे पानि नहि आयल।

दू-चारि दिनक बाद बाढ़िक पानि कम होमय लागल। गौंआँ सभ कहय लागल-

"माला हमरा गामक बेटी अछि। हमरा सभक बेटी अछि। ओकरा बिना सासुरबलाक बिदागरी करौने कोना सासुर जाय देबैक। गामक नर-हँसाय नहि होमय देबैक। एकरा रक्षाक हेतु जतेक राति जागय पड़त ओतैक राति जागब। मुदा अपना इज्जतकेँ बुरऽ नहि देब। माला हमरा गामक इज्जत अछि। हमर मर्यादा थिकीह।"

पूरा गाँवबला दू तीन दिन तक कठिन परिश्रम कय पानिकेँ गाममे नहि आबय देलक। रसे-रसे पानि कम भय गेल आ बान्ध सेहो मजगूत भऽ गेल। गौंआँ सभक विचार भेलैन्ह जे प्रसव काल धरि माला एतय रहतीह।

किछु दिनक बाद बाढ़िक पानि कम भय गेल। मालाकेँ बच्चा जन्म लेबाक समय लगिचा गेल। माला बड़ कमजोर छलीह। मालाक पिताक हालत

दयनीय छल। ओकरा ओतेक उपाय नहि छलैक जाहिसँ मालाकेँ अस्पतालमे भर्ती कराओल जाय। जहिना गाममे बाढ़ि नहि आबय तकरा रोकक लेल ग्रामीण एकता प्रबल छल तहिना पूरा गाँव एक भय किछु आर्थिक मदद कय मालाकेँ अस्पताल पहुँचौलक। मालाकेँ पानि चढ़य लगलैक। मालाक स्वास्थ्यमे सुधार भेलैक आ ओ स्वभाविक रूपे बच्चाकेँ जन्म देलक। पूरा मझारी गामक लोक खुश छल। अस्पतालक डॉक्टरकेँ सभ बातक जानकारी भेलैक। डॉक्टर साहेब सेहो भरपूर मदद कयलन्हि। दबाईक ब्यवस्था अस्पालेसँ भय गेलैक। डॉक्टर साहेब बजलाह जे ग्रामीण एकतामे ओ शक्ति छैक जे कठिनसँ कठिन कामकेँ आसान बना दैत अछि। ग्रामीण जीवनमे समाजिकताक यैह मतलब रहैत छैक जे अपने दु:ख काटि दोसरकेँ सुख प्रदान करी।

**-**नारायण यादव, पत्नीक नाम : श्रीमती सुमित्रा देवी। जन्म : 14 जनवरी 1956, पिताक नाम : स्व. राजेश्वर यादव। माताक नाम : स्व. महेश्वरी देवी। दादाक नाम : स्व. भोला यादव। नानाक नाम : महान स्वतंत्रता सेनानी स्व. राम लखन सल्हैता। जन्म स्थान : डुमरा, मूल गाम : डुमरा, पो.- डुमरा, भाया : रूद्रपुर, प्रखण्ड : अन्धराठाढ़ी, जिला- मधुबनी (बिहार) मातृक : नरही, थाना : खुटौना, पेशा : अध्यापन, अवकाश प्राप्त प्रधानाध्यापक, मात्र पेंशनपर आधारित जिनगी। शिक्षा : एम.ए. (मैथिली), लेखन : कथा, कविता आ आलेख विभिन्न पत्र-पत्रिकामे प्रकाशित।

मोबाइल नं: 9939041116, 9430631993, 8541096004

सद्य: प्रकाशित कृति : खाली घर (कथा संग्रह), प्रकाशित/अप्रकाशित अन्य कृति : (1.) नाती दुसलक नानाकेँ (कविता संग्रह), (2.) बाबा नाम केवलम (कथा संग्रह) , (3.) समझौता (कथा संग्रह), (4.) नवकी पुतोहु (कथा संग्रह)

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## ३.पद्य खण्ड

३.१.राज किशोर मिश्र- गहन

३.२.जगदानन्द झा 'मनु'- पच्चीस टा रुबाइ

३.३.आशीष अनचिन्हार-२ टा गजल

३.४.आचार्य रामानंद मंडल- २ टा पद्य

३.१.राज किशोर मिश्र- गहन



**राज किशोर मिश्र, रिटायर्ड चीफ जेनरल मैनेजर (ई), बी.एस.एन.एल.(मुख्यालय), दिल्ली,गाम- अरेर डीह, पो. अरेर हाट, मधुबनी**

**गहन**

झाँ पल नहि छथि धो न्हि सँ,
आ' ने बा दल, हुनका सँ नरा ज,
मा र्तण्ड कें ग्रसि त केलक अछि ,
रा हु -केतु के अछि ई का ज।

संपूर्ण गहन ,पसरल अन्हा र ,
लगैछ ,नि शा के कृष्णपख।
दि वस बनि गेल रा ति अछि ,
घुघुआए रहल अछि शतमख,

इजो तक महा ज्यो ति ष्पिं ड,
ज्यो ति र्मय करथि त्रि लो क,

हुनका अछैते प्रका श को ना कऽ,
मना रहल अछि शो क?

छुटता ह नहि जँ तम -पा श सँ,
भऽ जा एत जग मे प्रलय,
जी ति जा एत ति मि र ,आओर
भऽ जा एत ओकरे जय।

दि वा कर असो थकि त भेल,
भऽ गेल छथि ओ असहा य,
अन्हा रक कबजा मे वसुधा ,
अछि तम के ई केहेन अन्या य?

मुदा , जी ति को ना जा एत अन्हा र?
प्रका श तऽ ,हो इत अछि अजेय,
कि छुए का ल के बा द मे,
जो ति पअओलक जी तक' श्रेय।

मुक्त भेला ह तमि स्त्रा सँ,
पुनि उगला नभ मे दि वा कर,
हेबा क जएह, सएह भेलैक ,
तम, फेर इजो तक चा कर।

ओहि ना , कहि ओ ,पूर्णि मे रा ति ,
भऽ जा इ छथि गहन-ग्रसि त रा केश,
इजो रि आ सा ती घो र तमि स्त्रा ,
चा ननि नहि कनि को रहि जा इछ शेष।

गहन तऽ परि णा म अछि ,
दुर्घटना ,खगो लक दो आरि ,
एम्हर ,उठैछ समुद्र मे ,

नमहर -नमहर जो आरि ।

खग्रा स मे तऽ इजो त स्वयं ,
भऽ जा इत अछि ओ अना थ,
दुष्प्रभा व बा न्हल -छेकल नहि ,
पड़ैत अछि पृथ्वी क मा थ।

वि ज्ञा नक खो ज उपरा न्त मे,
चलल ,पता गहन के हेतु,
ग्रहणक दो खी कि ओ ने अछि ,
नहि रा हु ,आ' नहि केतु।

वि शेष परि स्थि ति खगो ल के,
सूर्य ओ पृथ्वी क बी च जँ चा न,
अँटकैछ रवि -इजो त, रस्ते मे,
सूर्य गहनक इएह अछि प्रमा ण।

जँ, वि वस्वा न् आ चन्द्र बी च मे,
पृथ्वी आबि गेली ह,
एहि का रण सँ चन्द्रगहन,
वि धुरश्मि ने भू पअओली ह।

ठा ढ़ रहैत नहि अछि परि स्थि ति ,
बदलैत,चलैत रहैत अछि ,
मनुखक जि नगी क सहयो गि नी ,
आ, कखनो छलैत रहैत अछि ।

देवो नहि छथि छुटल गहन सँ,
बदलैत रहैछ , एहि ना क' समय,
गहन -उगरा स हो इते रहैछ,
परा जय कखनो ,आ कखनो जय।

ता कक' चा ही बा ट उगरा सक,
छो ड़ी ने कखनो हा थ आसक।

टुटतै सि न्धु मे जो आरि क बल,
आपस जेतै ,प्रलय के जऽल।

देखबै , नि कलतै , इजो त अन्हा र सँ,
उठतै संगी त, वी णा क टुटल ता र सँ।

मरुभूमि मे फुटतै पा नि क धा र,
चलैत छैक उमेदे पर संसा र।

कमजो र पड़तै भमरक आवर्त्त,
बंधन सँ मुक्ति के, छै को नो शर्त।

बि ड़रो -बि हा रि क टुटतै टा ङ,
ओकरे सँ को नो , फुटतै समा ङ।

एलै गहन
उगरा स भेलै,
चलि गेलै, तहन।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

३.२.जगदानन्द झा 'मनु'- पच्चीस टा रुबाइ



**जगदानन्द झा 'मनु'**

**पच्चीस टा रुबाइ**

रुबाइ 1
आँचर नहि उठाबू आँखिसँ पीबय दिअ
हम जन्मसँ पियासल करेज जुड़बय दिअ
के कहैत अछि निसाँ शराबमे बड़ अछि
कनी अपन प्रेमक निसाँमे जीबय दिअ

रुबाइ 2

हम पीलौं तँ लोक कहलक शराबी अछि

कहू एतअ के नहि बहसल कबाबी अछि

बुझलौं अहाँ सभ   दुनियाक ठेकेदार

हमरो  आँखिसँ देखू की खराबी अछि

रुबाइ 3

पीब नै शराब तँ हम जीब कोना कय

फाटल करेजकेँ हम सीब कोना कय

सगरो जमाना भेल दुश्मन शराबक

सबहक सोंझा तँ आब पीब कोना कय

रुबाइ 4

पीलौं शराब तँ दुनियाँ कहलक बताह

बिन पीने ई दुनियाँ भेल अछि कटाह

जे नहि पीलक कहाँ अछि ओकरो महल

तँ पिबिए क' किएक नहि बनि जाइ घताह

रुबाइ 5

भेटल नहि सिनेह   तेँ शराबे पीलौं

दर्शन हुनक हरदम गिलासमे केलौं

के कहैत अछि शराब छैक खराब 'मनु'

बिन हुनक रहितौं शराबे सँ हम जीलौं

रुबाइ 6

ढोलक धम-धमा-धम बजैत किएक छै

घुँघरू खन-खना-खन खनकैत किएक छै

दुनू भीतरसँ छैक एक्केसन  खाली

दुनू अपन गप्प नहि बुझैत किएक छै

रुबाइ 7

पीलौं नहि तँ की छै शराब बूझब की

बिन पीने दुनियाँमे करब तँ करब की

एक दोसरकेँ सभ अछि खून पीबैत

खून छोड़ि शराबे पी कय देखब की

रुबाइ 8

गोरी तोहर काजर जान मारैए
छौंरा सभ सगर हाय तान मारैए
पेएलक बड़ भाग काजर विधातासँ

तोहर आँखिमे कते शान मारैए

रुबाइ 9

काजर बुझि कय अपन आँखिमे बसा लिअ
मित बना कय कनीक करेजसँ लगा लिअ
ऐना जुनि अहाँ   कनखी नजरि घुमाऊ
आँखिक अपन  करीया काजर बना लिअ

रुबाइ 10

फूसियो जँ कनी अहाँ इशारा करितहुँ

भरि जीवन हम अहींक बाटमे रहितहुँ

मुस्कीमे अहाँक अपन मोन लूटा क'

तरहत्थीपर जान लेने  हम अबितहुँ

रुबाइ 11

अनकर घर जड़ा हाथ सेकै सभ कियो
दोसरक करेजा तोरि हँसै सभ कियो
अपना पर जे बिपति एलै कएखनो
माथा पकडि हिचुकि-हिचुकि कनै सभ कियो

रुबाइ 12

कोन बिधि मरि कय हम रुपैया कमेलौं

सुख चैन निन्न रातिकेँ अपन हरेलौं

गाम घरक सबटा सऽर संबंध तियागि

बिन कसूरे बाहर   वनवास बितेलौं

रुबाइ 13

घाट-घाट पर सुतल कतेको गोहि अछि

साउध लोककेँ मोन लेने मोहि अछि

धर्मक नाम पर खुजल कतेक दोकान

टाका लऽ  छनमे सभटा पाप धोहि अछि

रुबाइ 14

बाबूजीक करेजमे  सदिखन रहलहुँ

हुनक तन मन धन सगरो हम पेएलहुँ
रौद पानि दाहीसँ सदिखन बचेलन्हि

सेबाक बेड़मे हम परदेश भगलहुँ

रुबाइ 15

देह जान सबटा    बाबूजी देलन्हि
जे किछु छी एखन बाबूजी केलन्हि
अपने रहि भूखे   हमर पेट भरलन्हि
सुधि अपन बिसरि हमरा मनुख बनेलन्हि

रुबाइ  16

जे जन्म देलन्हि ओ कहलन्हि गदहा

जे पोसलन्हि ओ  मानलन्हि गदहा

गदहा जँका सगरो जिन्दगी बितेलहुँ

जिनका बियाहलहुँ ओ बुझलन्हि गदहा

रुबाइ 17

मैथिली साहित्यक आँच सुलगैत अछि

सगरो नव विधाक ज्वला पजरैत अछि

कोटी नमन जिनकर बिछल जारैन अछि

विदेहक बारल आगि 'मनु' लहकैत अछि

रुबाइ 18

सिस्टम आइकेँ किए बबाल बनल अछि

नेता सभ तँ एकटा जपाल बनल अछि

बड़ बड़ बागर बिल्ला  राज चलबैए

जनताक प्राणेपर सबाल बनल अछि

रुबाइ 19

गामक अधिकारी भेला सैंया हमर

कोना क पकड़तै कियोक बैंया हमर

सभक पेटीक माल आब हमरे छैक

सैंया लऽ लेथिन सभटा बलैंया हमर

रुबाइ 20

साँवरिया पिया अहाँ ई की कएलहुँ

साउन चढ़ल छोड़ि चलि कोना गएलहुँ

बहल हवा शीतल सिहरैए हमर तन

कोना रहब बिनु अहाँ बुझि नै पएलहुँ

रुबाइ 21

गोरी तोर मुस्कीमे छौ जहर भरल

नै एना मुँह खोल कते घायल परल

जँ निकैल गएलौ फूलझड़ी सन हँसी

बाटपर भेटत कतेको छौंड़ा मरल

रुबाइ 22

नैन्हेटा हाथमे केहन लकीड़ छै

नै माय बाप ई केहन तकदीर छै

धो धो कऽ ऐँठ कप लकीड़ो खीएलै

नै सुनलक कियो ई दुनियाँ बहीर छै

रुबाइ 23

कर्जा कय क जीवन हम जीव रहल छी

फाटल अपनकेँ कहुना सीब रहल छी

सभ किछु लूटा कय 'मनु' अपन जीवनकेँ

निर्लज जकाँ हम ताड़ी पीब रहल छी

रुबाइ 24

अभिमन्यु जकाँ  चक्रव्यूहमे फसलौं
नै बचब सिख हम अर्जुन बनि पेएलौं

'मनु' जीवनकेँ  एही  महाभारतमे
सगरो ठार  हम कौरव केर देखलौं

रुबाइ 25

हम जरैत छी  की अहाँ प्रकाशित रही

अहाँक सुख लेल खुशीसँ हम आँच सही

बातीकेँ जरैत  ई दुनिया देखलक

तेल बनि हम तँ जरलौं दुख कतेक कही

**-जगदानन्द झा 'मनु', गाम पोस्ट - हरिपुर डीहटोल, मधुबनी। मोबाइल- 92124 61006**

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

३.३.आशीष अनचिन्हार-२ टा गजल



**आशीष अनचिन्हार**

**दू टा गजल**
**१**

रघुपति राघव राजाराम
कोना चुकतै श्वासक दाम

सुंदर सुंदर चकमक नग्र
उपटल बिलटल सभहँक गाम

गरदनि खातिर एकै रंग
सोना चाँदी लोहा ताम

पुछने रहियै एकै प्रश्न
उत्तर देलक इमली आम

उज्जर शोणित पीयर नोर

हरियर थाकनि कारी घाम

सभ पाँतिमे 22-22-22-21 मात्राक्रम अछि। "रघुपति राघव राजाराम" लक्ष्मणाचार्य रचित "श्री नम: रामायणम्" केर अंश अछि।

**२**

हुनकर आँखिक अतबे सपना
हिंदू मुस्लिम चमरा बभना

साहित्य आ कि राजनीतिमे
अबिते रहलै अदना पदना

अधरतियामे हमहूँ देखल
एकै भेलै अरघा बदना

नोर नोर नोर नोरे नोर
अतबे लिखने रहथिन विधना

दुख भेटल रहै मुँहदेखाइ
दुक्खे रहै हमर मुँहबजना

सभ पाँतिमे 22-22-22-22 मात्राक्रम अछि। दू टा अलग-अलग लघुकेँ दीर्घ मानल गेल अछि। ई बहरे मीर अछि।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

३.४.आचार्य रामानंद मंडल- २ टा पद्य



**आचार्य रामानंद मंडल**

**२ टा पद्य**

१.

**महाकवि कालिदास**

मिथिला मे महाकवि

पंडित कालिदास भेलन महान।

उच्चैठ दूर्गा स्थान

मधुबनी भेलैन हुनक ठाम।

संस्कृत पाठशाला के

रहलन मूर्ख अनुचर छात्रावास ।

काटि रहलन रहे

बैठल गाछ के डाल।

देखिलन धूर्त पंडित

विधोतमा से हारल पंडित।

छल से पानिग्रहन

करैलन कालिदास के संग।

सुहागरात मे भेल

परिचय मूर्ख कालिदास संग।

हमर संग मिलत

जौं बनब विद्वत जन।

घुरि अयला पाठशाला

करे लगला फेर अनुचारा।

आयल भादव सांझ

चमकैत गरजैत बरसैत मेघ।

आयल बाढि नद

डूबल  चांचर खेत खरिहान।

के बारैत दीप

मैया के दूर्गा स्थान।

सभ कैलन विचार

बारैत  मूरख कालिदास दीप।

छोड़त चिह्न दीप

पोतलैन दूर्गा मुख कारीख।

खुश  दूर्गा देलन वरदान

जेते पुस्तक छूवे आइ रात।

सभ जयतो कंठाग्र

छूएत सरस्वती बसगेल कंठाग्र।

कालिदास कवि महान

रचलन अभिज्ञान शाकुन्तलम मालविकाग्निमित्र।

आ रचलन मेघदूतम

रचलन ऋतुसंहार कुमारसंभव रघुवंशम्।

पैलन विद्योतमा पियार

प्रसिद्ध भे गेलन संसार।

मिथिला मे कवि महान

रामा महाकवि कालिदास महान।

२.

**कवि आदि विद्यापति नाई**

कवि  आदि विद्यापति नाई।

रहलन मधुबनी विस्पी ठाई।१।

दसम शताब्दी काल आईं।

मिथिला नाउं विद्यापति पाईं।२।

पिता महेशठाकुर घर आईं।

कुल भूषण नाई कहलाई।३।

नित नव कविता बनाईं।

नित विदापत नाच कराईं।४।

समाज में नवजागरन कराईं।

जोतिश्वर वर्नरत्नाकर चर्चा करईं।५।

मिथिला मे विद्यापतिगीत गाईं।

भेद न जान विद्यापति पाईं।६।

मैथिल चर्चा न  करईं।

बाभन विद्यापति के समझईं।७।

मिथिला मैथिली जागरन होंहईं।

घर घर विद्यापति गाईं।८।

मिथिला धन धन होंहईं।

रामा आदिविद्यापति चर्चा करईं ।९।

*-आचार्य रामानंद मंडल,* सामाजिक चिंतक सीतामढ़ी, *सेवानिवृत्त प्रधानाध्यापक, माता-चन्द्र देवी, पिता-स्व०राजेश्वर मंडल, पत्नी-प्रमिला देवी, जन्म तिथि-०१ जनवरी १९६० योग्यता- एम-एससी (रसायन शास्त्र), एम ए (हिन्दी)। रूचि- साहित्यिक, मैथिली-हिन्दी कविता -कहानी लेखन आ आलेख। प्रकाशित पोथी - मैथिली कविता संग्रह भासा के न बांटियो। २०२२ प्रकाशित रचना - सझिया कविता संग्रह पोथी - जनक नंदिनी जानकी आ शौर्य गान। २०२२ पत्रिका -मिथिला समाज, घर -बाहर आ अपूर्वा (मैसाम)। अखबार -दैनिक मैथिल पुनर्जागिरण प्रकाश। सामाजिक-सामाजिक चिंतन, दायित्व- पूर्व जिला प्रतिनिधि, प्राथमिक शिक्षक संघ, डुमरा, सीतामढ़ी। स्थायी पत्ता- ग्राम- पिपरा विशनपुर थाना-परिहार जिला-सीतामढी। वर्तमान पता-पिपरा सदन,मुरलियाचक वार्ड-04 सीतामढ़ी पोस्ट-चकमहिला जिला- सीतामढी राज्य-बिहार पिन-843302*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

**अनुलग्नक १:** मैथिलीमे छद्म समीक्षा आ कमलानन्द झा (प्रसंग- चोर लेखक पंकज झा पराशरक नूतन साहित्य चोरिक खुलासापर पाठकीय टिप्पणी)

विदेह: प्रथम मैथिली पाक्षिक ई-पत्रिका ISSN 2229-547X VIDEHA (since 2004). http://videha.co.in/ **अंक ३६२-३६३ क रिपोर्ट पर टिप्पणी**



बात ई जे सभटा सूचना आ
पढ़ुआ कक्का आ फूल बाबू सदृश्य पढ़ल-लिखल आ सचेत पात्रक माध्यमसँ
लेखक एहि अनुसन्धानकेँ रखलनि अछि। दलान पर बैसल लोकक जिज्ञासाकेँ
बढ़बैत पढ़ुआ कका कहैत छथिन, “पहिल बेर बारहम शताब्दीमे लक्ष्मणसेन
द्वितीय कोसी नदीक पुबरिया किनार दिस बान्ह बनौलनि। लक्ष्मण सेन
द्वितीय बंगाल के सेन वंशक शासक छलाह जे 1178सँ 1205 ई. धरि शासन

मैथिली उपन्यास : समय समाज आ सवाल : 257

हिन्दी विभागमे प्रोफेसरक पद पर कार्यर

कयने छलाह। एहि बान्हक अवशेष अहाँ एखनो भीमनगरसँ दू कोस पश्चिममे देखि सकैत छी। एकटा पश्चिमी विद्वान फ्रांसिस बुकाननकेँ अनुमान रहनि, जे ई बान्ह सम्भवतः कोनो किलाकेँ रक्षा हेतु बनाओल गेल होयत। मुदा बुकानन के मतसँ डब्ल्यू. डब्ल्यू. हंटर सहमत नहि भेलखिन। ओ साफ कहलनि जे कोसीक किनार पर बान्ह एहि दुआरे बनाओल गेल होयत जे नदी पश्चिम दिस नहि बहय लागय।" एहि तरहेँ बान्हक मादे बहुत रास शोध, अनुसंधान मिथ तथा आदिक रचनात्मक उपयोग पराशर

भारतवर्ष में बिहार में कोसी नदी को बांधने का काम 12वीं शताब्दी में किसी राजा लक्ष्मण द्वितीय ने करवाया था और इस काम के लिए उसने प्रजा से 'बीर' की उपाधि पाई और नदी का तटबन्ध 'बीर बांध' कहलाया। इस तटबन्ध के अवशेष अभी भी सुपौल जिले में भीम नगर से कोई 5 किलोमीटर दक्षिण में दिखाई पड़ते हैं। डॉ. फ्रांसिस बुकानन (1810-11) का अनुमान था कि यह बांध किसी किले की सुरक्षा के लिए बनी बाहरी दीवार रहा होगा क्योंकि यह बांध धौस नदी के पश्चिमी किनारे पर तिलयुगा से उसके संगम तक 32 किलोमीटर की दूरी में फैला हुआ था। डॉ. डब्लू.डब्लू. हन्टर (1877) बुकानन के इस तर्क के साथ सहमत नहीं थे कि यह बांध किसी किले की सुरक्षा दीवार था। स्थानीय लोगों के हवाले से हन्टर का मानना था कि अधिकांश लोग इसे किले की दीवार नहीं मानते और उनके हिसाब से यह कुछ और ही चीज थी मगर वह निश्चित रूप से कुछ कहने की स्थिति में नहीं थे। फिर भी जो आम धारणा बनती है वह यह है कि यह कोसी नदी के किनारे बना कोई तटबन्ध रहा होगा जिससे नदी की धारा को पश्चिम की ओर खिसकने से रोका जा सके। लोगों का यह भी कहना था कि ऐसा लगता था कि इस तटबन्ध का निर्माण कार्य एकाएक रोक दिया गया होगा।

---

..................................
उपन्यासकार के छथि, पंकज पराशर (जल प्रांतर उपन्यास)
दुखद
**RabindraChaudhary**

...........................................
बड दुर्भाग्यपूर्ण, आपत्तिजनक आ आपराधिक कृत्य..
**KumarManojKashyap**

**...............................................**

ईसभ पढ़ि बहुत चिंतित छी।
**R N Mishra**

.....................................
दुर्भाग्यपूर्ण
**Kalpna JhaPatna**

...........................................................
आहिरेबा..! फेर ई के छैथ?
पंकज पराशर (जल प्रांतर उपन्यास)
हे भगवान..! ई ठीके चोरे छैथ।
**Umesh Mandal**

.............................................................
**Gaurinath:**
नीक। एहन चोर केर देखार करब जरूरी

